वैदिक छन्दमे अक्षरक गणना होइत अछि। ओतए लघु आ गुरुक विचार नहि होइत अछि। ऋगवेदमे सभसँ बेशी त्रिष्टुप्, फेर गायत्री आ तखन जगती छन्दक प्रयोग भेल अछि।

त्रिष्टुप्- ४४ अक्षर- ११ अक्षरक ४ पाद;

गायत्री- २४ अक्षरक (ई २,३,४,५ पदक होइत अछि), सभसँ बेशी लोकप्रिय ८ अक्षरक तीन पादक गायत्री जाहिमे दोसर पादक बाद विराम होइत अछि। २३ अक्षरक गायत्री निचृद् गायत्री, २२ अक्षरक गायत्री विराड् गायत्री, २५ अक्षरक गायत्री भुरिग् गायत्री, २६ अक्षरक गायत्री स्वराड् गायत्री कहल जाइत अछि। सभ पादमे एक अक्षर कम भेलासँ ‘‘पादनिचृद् गायत्री’’ कहल जाइत अछि।

जगती- ४८ अक्षर- १२ अक्षरक चारि पाद।

**पाठ:-**

वैदिक संस्कृतकेँ स्मरण रखबाक कएकटा विधि अछि।

संहिता पाठ- मूलमंत्र सन्धि सहित सस्वर पढ़ल जाइत अछि।

पदपाठ- मन्त्रक पदक पृथक पाठ होइत अछि।

क्रमपाठ- क्रमसँ दू पदक पाठ होइत अछि।

जटापाठ- अनुलोम १-२, विलोम २-१, अनुलोम १-२

शिखापाठ- जटापाठमे परिवर्तित उत्तरपदक योगसँ शिखापाठ होइत अछि।

घनपाठ- शिखामुक्त विपर्यक पदक पुनः पाठ होइत अछि।

वैदिक संस्कृतमे यज्ञ आ अध्यात्मिक विषयक चर्च होइत अछि। लौकिक संस्कृतमे इहलौकिक विषयवस्तु सेहो अबैत अछि।

**२.प्राकृत**

संस्कृतसँ पहिने प्राकृत रहए वा बादमे ई विवादक विषय भऽ सकैत अछि कारण ऋगवेदक शिथिर, दूलभ, इन्दर आदि शब्द जनभाषाक साहित्यीकरणक प्रमाण अछि। ओना एकर प्रारम्भिक प्रयोग अशोकक अभिलेखसँ तेरहम शताब्दी ई. धरि भेटि जाएत मुदा पारिभाषिक रूपमे जाहि प्राकृतक एतए चर्चा भऽ रहल अछि ओ पहिल ई.सँ छठम ई. धरि साहित्यक भाषा दू अर्थे रहल। पहिल संस्कृत साहित्यक नाटकमे जन सामान्य आ स्त्री पात्र लेल शौरसेनी, महाराष्ट्री आ मागधीक (वररुचि चारिम प्राकृतमे पैशाचीक नाम जोड़ै छथि) प्रयोग सेहो भेल (कालिदासक अभिज्ञान शाकुन्तलम्, मालविकाग्निमित्रम्, शूद्रकक मृच्छकटिकम्, श्रीहर्षक रत्नावली, भवभूतिक उत्तररामचरित, विशाखादत्तक मुद्राराक्षस) आ दोसर जे फेर एहि प्राकृत सभमे साहित्यक निर्माण स्वतंत्र रूपेँ होमए

लागल। फेर एहि प्राकृत भाषाकेँ सेहो व्याकरणमे बान्हल गेल आ तखन ई भाषा अलंकृत होमए लागल आ अपभ्रंश आ अवहट्टक प्रयोग लोक करए लगलाह, ओना अपभ्रंश प्राकृतक संग प्रयोग होइत रहए तकर प्रमाण सेहो उपलब्ध अछि।

अशोकक अभिलेखमे शाहबाजगढ़ी आ मानसेराक अभिलेख उत्तर-पच्छिम, कलसी, मध्य, धौली, जौगड़ पूर्व आ गिरनार दक्षिण पच्छिमक जनभाषाक क्षेत्रीय प्रकारक दर्शन करबैत अछि। राजशेखर प्राकृतकेँ मिट्ठ आ संस्कृतकेँ कठोर कहै छथि (विद्यापति पछाति कहै छथि देसिल बयना सभ जन मिट्ठा)।

प्राचीन प्राकृत पालीकेँ कहल जाइत अछि जाहिमे अशोकक अभिलेख, महवंश आ जातक लिखल गेल। मध्य प्राकृतमे साहित्यिक प्राकृत अबैत अछि। बादक प्राकृतमे अपभ्रंश आ अवहट्ठ अबैत अछि।

मोटा-मोटी गद्य लेल शौरसेनी, पद्य लेल महाराष्ट्री आ धार्मिक साहित्य लेल मागधी-अर्धमागधीक प्रयोग भेल। नाटकमे स्त्री-विदूषक बजैत रहथि शौरसेनीमे मुदा पद्य कहथि महाराष्ट्रीमे, नाटकक तथाकथित निम्न श्रेणीक लोक मागधी बजैत छलाह।

प्राकृतमे सुप् तिङ् धातुक संग मिज्झर भऽ जाइत अछि।

प्राकृतमे धातुरूप १-२ प्रकारक (भ्वादिगण जेकाँ) आ शब्दरूप ३-४ (अकारान्त जेकाँ) प्रकारक रहि गेल, माने दुनू रूप कम भऽ गेल। मुदा एहिसँ अर्थमे अस्पष्टता आएल जकर निवारण कारकक चेन्ह कएलक।

चतुर्थी, द्विवचन, लङ् लिट् लुङ् आत्मेपद आदिक अभाव भऽ गेल प्रथमा आ द्वितीयाक बहुवचन एक भऽ गेल। ध्वनि परिवर्तन भेल। ऋ, ऐ, औ, य, श, ष आ विसर्गक अभाव भेल (अपवाद मागधीमे य आ श अछि मुदा स नहि)।

अन्तमे आएल व्यंजन लुप्त भेल (ह्रस्व स्वरक बाद दू आ दीर्घ स्वरक बाद एकसँ बेशी व्यंजन नहि रहि सकैत अछि।)

(शेष अगिला अंकमे)



जगदीश प्रसाद मंडल 1947-

गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.।कथाकार (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटककार(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यासकार(मौलाइल गाछक फूल, जीवन संघर्ष, जीवन मरण, उत्थान-पतन, जिनगीक जीत- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भेँट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

कथा

**ठकहरबा**

भोरहरबेमे दादीक नीन उचटि गेलनि। लाख कोशिश केलनि मुदा दोहरा कऽ नीन नहि घुरलनि। ओना भोरूका समए बसन्ते जकाँ मधुआइल रहैत मुदा, ओहो कि सबहक लेल एक्के रंग थोड़े रहैए। दिन-राति काजक पाछु नचनिहारकेँ थोड़े बसन्त आ ग्रीष्मक भेद बुझि पड़ैत। दादीक मनमे एलनि जे अखने ललितक ऐठाम जा कऽ कहिऐ जे अखुनके माने भिनसुरके उखड़ाहामे चिमनीपरसँ पजेबा आ बेरूका उखड़ाहामे बजारसँ एस्वेस्टस आनि दिहह। भोरूका अन्हारक दुआरे रतिगर बुझि पड़लनि। मनमे एलनि जे जँ कहीं बिछानपर जाय आ निन्न आबि जाए तहन तँ पहपटि हएत। मुदा एत्ती रातिकेँ जेबो कतऽ करब? गुन-धुन करैत सोचलनि जे से नइ तँ घरसँ ओछाइन निकालि अंगनेमे बिछा कऽ पड़ब नहि, बैसि कऽ काजक गर लगाएब। सएह केलनि। काजपर नजरि दइते पजेबापर मन गेलनि। एक नम्बर रॉंट ईंटा तँ तते महग अछि जे कीनब थोड़े पाड़ लागत। मन मन्हुआ गेलनि। जहिना दू-बट्टी, तीन-बट्टीपर पहुँचते यात्री अपन अगिला बाट हियाबए लगैत अछि तहिना दादियो हियाबए लगलीह। कते दिन जीबे करब जे एक नम्बर ईंटाक जरूरत अछि। लऽ दऽ कऽ बीस-पच्चीस बर्ख आरो जीबि तइले तँ तीनियो नम्बर ईंटा नीके हएत। फेरि मनमे एलनि जे कियो कि अपने टा लए घर बनबैए आकि बालो-बच्चाले बनबैए। मन ठमकि गेलनि। किछु फुड़बे ने करनि। फेरि मनमे उठलनि जे लोक कॉंच-ईंटाक घर कोना बनबैए। ओहो तँ तीस-चालीस बर्ख चलिये जाइ छै। ओइसँ नीक ने तीन नम्बर। कमसँ कम पकलो तँ रहैए। जतबे नुआ रहए ततबे टॉंग पसारी। तीनियो नम्बर तँ ईंटे छी कीने? हँ, हँ, तीनिये नम्बर ईंटा लेब। मन आगू बढ़ि चदरापर माने एस्वेस्टसपर गेलनि। चदरापर नजरि पड़िते मन झुझुआ गेलनि। सिमटीक तेहन चदरा बनए लगल अछि जे सालो भरि चलत कि नहि? जँ कहीं गोलगर पाथर खसल तँ चूरम-चूर भऽ जाएत। पहिने केहेन बढ़िया टीनक चदरा अबै छलै जे एक बेरि घरपर दए दिऔ कत्ते दिन ओहिना रहत। मुदा ओहो बैशाख-जेठक रौदमे रहै-बला नइ होइए। ओना जँ गतगर कऽ खरही छाड़क उपरमे दऽ दियौ तँ कोठे जकाँ भऽ जाइए। मुदा तेहेन-तेहेन ठकहरबा बनियाँ सभ भऽ गेल अछि जे लेबालकेँ जे होउ अपन धड़ि तिजोड़ी भरै। खएर जे होउ, जे सबहक गति से हमरो हएत। तइले कते मगज चटाएब।

पौहु फटिते सूर्यक लाली देखि दादी ओछाइन समेटि घरमे रखि ललितक ऐठाम बिदा भेलीह। मन पड़लनि, आठमे दिन अदरा नक्षत्र चढ़त। आठे दिनक पेसतर घर बनबैक अछि। जँ से नइ भेलि तँ गिलेबापर जोड़ल देवाल ढहत-ढनमनाएत कि की हएत? सेहो ने कहि। जे घर अखन अछि ओहो उजड़िये जाएत। तइ बीच जँ बरखा झहड़ल तँ जानो बँचब कठिन भऽ जाएत।

ललितकेँ दरबज्जा नहि। भनसे घरमे सुतबो करैत। ठोकले दादी आंगन पहुँच ओलती लगसँ कहलखिन- ''गोसाइ उगैपर भेलखिन आ तोँ सुतले छह?'' दादीक अवाज सुनि ललितक पत्नी सुपती उठि केबाड़क अधा पट्टा खोलि चुपचाप बाड़ी दिस विदा भेलि। ओसार टपि केबाड़क दुनू पट्टा खोलि ललितक देह डोलबैत दादी कहलखिन- ''ललित, ललित। उठह, कते सुतै छह?''

सुतले-सुतल आँखि मुननहि ललित बाजल- ''की कहै छी?''

''अखैन धरि सुतले किअए छह?''

ओछाइनपर सँ उठि दादीकेँ बैसबैत अपनो बैसि बाजल- ''बड़ी रातिमे पुलिसक गाड़ी खोइर-बन्हामे लसैक गेलै। भरि गाड़ी पुलिस रहए। कतबो बाप-बाप केलक मुदा, गाड़ी नइ निकललै। जना जानि कऽ अनठा देलकै।''

बिनु दाँतक चौड़गर मुँह, गालक मसुहरिपर दूटा इंच-इंच भरिक पाकल केश, सोन सन उज्जर धप-धप केश, गरदनिक चमड़ा घोकचल दादीक। ठहाका मारि बजलीह- ''तोरा सन-सन आदमी से कि बेसी बुत्ता ओकरा सबकेँ होइ छै। गांजा पीबि-पीबि छाती फोंक कऽ नेने रहैए।''

मुँह चटपटबैत ललित- ''बड़ मोटगर-सोटगर सभ रहए?''

''धु: बतहा कहीं कऽ एतबो नइ बुझै छहक जे तखैन थालमे से जीप किअए ने उखड़लै।''

मुँह डेढ़बड़ा कऽ ललित बाजल- ''उ सभ हाकिम रहै कि ने।''

''अच्छा, ई सब छोड़ह। पाइ कते देलकह?''

''पहिने वएह पुछलकै जे कते दिअ? ओना हमहूँ सभ सात-आठ गोरे रही मुदा, हमरा छोड़ि सबकेँ होइ जे कहुना जान छोड़ए। सबकेँ सुक-पाक करैत देखिऐ। एक गोरे बाजि देलकै जे हुजूर सरकारिये पाइ छियै कि ने? एतबे सुनैत मातर तड़ंगि कऽ एक गोटे बाजल 'रौ बहिं, तुम पहचानता नहीं है।' कहि पाइ आगूमे फेकि विदा भऽ गेल।''

''सुआइत तोरा ओंघी दबने छह। हमहूँ काजे एलौंहें। अखन ते तू भकुआइल छह। मुँह-हाथ धुअह। काजक गप छी तेँ कने असथिर से विचार करब। ओना अपनो मुँह-कानमे पानि नहिये नेने छी।''

''ऐँह, ते कि हेतइ दादी। एक दिन टुटलहो-फटलाहा घरक चाह पीबि कऽ देखिऔ।''

सुपतीकेँ कानमे फुसफुसा दादी चौमास दिशि विदा भेलीह। जाबे दादी मुँह-कान धोए तैयार होथि तहिसँ पहिने ललित सुपतीकेँ चाह बनबैले कहि ओसारक बीचला खूँटा लग पीढ़ी रखि दादीक बाट देखए लगल। अबिते दादी बजलीह- ''कलक पानि बड़ सुन्नर छह।'' कहि खूँटामे ओंगठि पीढ़ीपर बैसि गेलीह। सुपती चाह नेने आगूमे रखि देलकनि। चाहक रंग देखि दादीक मन खुशी भऽ गेलनि। एक घोंट पीबि बजलीह- ''तेहेन चाह छह जे एक्के उपे जलखै बेरि तक रहब।''

ललित- ''आइ काज अनठिया दिऔ दादी।''

मुस्की दैत दादी- ''किअए, घरमे सिदहाक ओरियान छेबे करह...। (मुदा लगले बात बदलि) कोन ऐहन हलतलबी काज आगूमे छह जे आइ मनाही करै छह?''

मुँह दाबि सुपती बाजलि- ''हिनका नै बुझल छनि जे आइ इलेसन (इलेक्शन) छिऐ।''

सुपतीक बात जना दादीक अँतरीमे छुबि देलकनि। जहिना आम तोड़िनिहार सरं-गोलिया गोला आमपर फेकैत तहिना दादी फेकब शुरू केलनि- ''कोन फेरिमे पड़ए चाहै छह, अपन दुख धंधामे लागल रहह। सभटा ठकहरबा छी। एते दिन अपनो सएह बुझै छलौं, मुदा आब बुझै छी जे ठकाइत-ठकाइत जिनगिये ठका गेल। (मूड़ी निच्चा कऽ) जहिया समाज खादी साड़ी पहिरा 'माए जी' कहलक तहिया बुझि पड़ल जे समाज की छी। स्वर्गोसँ उपर। मुदा तेहेन-तेहेन ठकहरबा सभ भऽ गेल अछि जे बाजत ढेरी करत किछु नहि।''

ललित- ''अहाँकेँ किअए समाज खादी पहिरौलनि दादी?''

ललितक प्रश्न सुनि दादी विस्मित भऽ गेलीह। जहिना बोनमे जानबरक छोट-छोट बच्चा बौआ कऽ हरा जाइत तहिना आजादी समयक बोनमे दादी हरा गेली। दादीकेँ विस्मित देखि ललितकेँ बुझि-पड़लै जे दादी फेरि कतौ औना गेलीह। तेँ दोहरा कऽ नहि पुछि जबाबक प्रतीक्षा ओहि रूपे करए लगल जहि रूपे माए बच्चाकेँ विद्यालयसँ अबैक पतिक्षा करैत रहैत छथि। चौअन्निया मुस्की दैत दादी बजए लगलीह- ''दुरागमन कए कऽ आइले रही। बूढ़ा-बूढ़ी माने सासु-ससुर जीबिते रहथि। बेटा मात्रिक गेलनि। ओइ ठीनक लोक सभ झंडा उठा खूब हूड़-बरेड़ा करैत रहए। अपनहुँ (पति) हुनके सभ संगे बौउर गेलाह। तीनि मास बीता कऽ गाम एलाह।''

ललित- ''बाबा बिगड़बो केलखिन?''

दादी- (अपसोच करैत) ''ओ सभ स्वर्ग गेला हम नर्कमे छी। आगि नइ उठेबनि। हँ, ई भेलै जे बुढ़हो जोगारी रहथिन। तरे-तर सरहोजिसँ सभ भाँज लगा लेने रहथि। जाबे गाम घुरि कऽ एलाह ताबे ते इम्हरो लोक झंडा उठा हड़बिरड़ो करए लगल रहए। आजादीक किछुए दिनक पछाति गाममे मलेरिया आएल। चारि अन्नासँ बेसिये लोक मरल। अपनो घरहंज भऽ गेल। तीनू गोटे (सासु-ससुर आ पति) मरि गेलाह। मात्र अपने आ छह मासक बच्चा बचलौं। ओही बेटाकेँ पोसि-पालि जुआन बनाएब अपन देशसेवा बुझलियै। खादी साड़ी पहिरैक यएह कारण रहए।''

मुस्की दैत सुपती पुछलकनि- ''नेता सभ जकाँ भाषणो करथिन?''

''बेसी ते नइ बाजल हुअए मुदा, मंचपर दुनू हाथ जोड़ि एत्ते जरूर कहियै जे 'हे ब्रह्मबाबा गामक रक्छा करिहह। 'मुदा सभ झूठ भऽ गेल। ने ब्रह्मबाबा सुनलनि आ ने ककरो रक्छा भेलइ।''

सुपती- ''खादीबला सभ भरि दिन झूठे बजैए?''

सुपतीक बातसँ दादीकेँ दुख नहि भेलनि। मुस्की दैत कहलखिन- ''ओहिना कनी कऽ मन अछि। शुरूक तीनि भोटमे बहरबैया नेता सभ संग कऽ कऽ गाम घुरलथि। जते काल संगमे रहिएनि तते काल गामेक गप-सप्प करथि। गाममे ने नीक सड़क अछि आ ने बच्चा सभकेँ पढ़ैले स्कूल। ने पानि पीवैक समुचित बेवस्था अछि आ ने दवाइ-दारूक। गाड़ी-सवारीक नाओपर बैलगाड़ी अछि। एहेन समस्या सिर्फ अपने गाम टाक नहि इलक्केक अछि। सरकारक अपने बेवस्था लटपटाएल अछि। हरितक्रान्तिक पूर्व धरि पेटक दुआरे आन-आन देश से जनेर-गहूम मंगबए पड़ैत छलए। (कने चुप भऽ मन पाड़ि) तही बीच भूदानी आन्दोलन जगल। नारा देलक- 'जमीनक छबम हिस्सा दान दिअ' जहिसँ गरीब लोककेँ बासक संग जोतो जमीन भेटितै। गामक-गाम दान हुअए लगल। मुदा अखन कि देखै छहक जे जोतक कोन बात जे घरारियो सभकेँ नइ छै। (ठहाका मारि) सबटा मदारी नाच केलक।''

पटरीपर सँ दादीक बातकेँ उतड़ैत देखि ललित पत्नीकेँ कहलक- ''बूढ़ि दादी छथिन थकबो करै छथिन कि ने। शिखरक पुड़िया खोलियापर से नेने आउ?''

शिखरक नाओ सुनि दादीक मनमे भेलनि जे शिखर केहेन होइ छै। आइ धरि नामो नइ सुनने छलियै। मुदा बजलीह नहि। चकोना होइत ललित बुझि गेल जे भरिसक दादी शिखर नहि खेने छथि। मुस्कुराइत कहलकनि- ''जहिना चाह पीलापर देहमे फुनफुनी आबि जाइ छै तहिना दादी शिखरो खेने होइ छै। इस्कुलिया विद्यार्थी सभ ते भरि-भरि जेबी रखने रहैए।''

सुपती हाथसँ एकटा पुड़िया लए ललित दादी दिशि बढ़ौलक। जहिना खच्चा-खुच्चीमे पानि देखि बकरी पाछु हटैत रहैत अछि तहिना शिखरक पुड़िया देखि दादीक मन पाछु हटलनि। मुदा नव चीज रहने सेहन्तो भेलनि। एक चुटकी मुँहमे दइते बुझि पड़लनि जे सरसरा कऽ निच्चा उतड़ल जाइए।

तखने ललित पुछलक- ''अपनो गामक लोक जमीन दान केलक?''

ललितक बात सुनि खौंझा कऽ दादी बजलीह- ''कहबे ते केलियह जे सबटा बानरक नाच केलक। एक गोटे समस्तीपुर दिसक भूदानी नेता खोज करैत अपने ऐठाम एलाह। (मने-मन मुस्कुराइत) कि कहिहह हुनकर हाल। साँझू पहर जखन गप-सप्प करए लगथि तँ बुझि पड़ए जे जहिना त्रेता युगमे रामराज रहै तहिना फेरि कलयुगोमे भऽ जाएत। ने ककरो पेटक चिन्ता रहतै आ ने रोग-व्याधिक। मुदा, ले सुथनी, भिनसर से दुपहर धरि ओकरा सावुन रगड़ि-रगड़ि नहाइये आ कपड़े साफ करैमे लगि जाय। बेरू पहर सभ कपड़ा सुखा, पहीरि कऽ दिन लहसैन निकले आ खाइ-पीबै राति धरि भाषण करै। एक पनरहिया से बेसिये रहल। तहि बीच अकच्छ-अकच्छ भऽ गेलौं। खादी भंडारक मंगनी कपड़ा पबै, सदतिकाल बगुला जकाँ उज्जर धप-धप चेहरा बनौने रहए।''

ललित- ''खादी भंडरमे मंगनिये कपड़ा बटबारा होय?''

''मंगनी कतौ होइ। गाम-गामक उद्योगकेँ उला-पका कऽ खा-पी कऽ चौपट कऽ देलक। गामक गाम लोकक रोजगार मरि गेल। एक तँ कोसी-कमलाक उपद्रव तइपर सँ जेहो छोट-छीन रोजगार गाममे चलैत छल सभ चलि गेल। जखन लोककेँ गाममे पेटे ने भरत तखन कते दिन पेटमे जुन्ना बान्हि कऽ रहत। गामक-गामकेँ पड़ाइन लगि गेल। ने बच्चा सभकेँ पढ़ैक स्कूल अछि आ ने रोग-व्याधिक लेल डखाना (अस्पताल)।'' बजैत-बजैत दादी विस्मित भऽ गेलीह। आँखि बन्न भऽ गेलनि।

गुम-सुम देखि ललित पुछलकनि- ''पहिलुका बात तँ छुट्टिये गेल?''

ललितक प्रश्न सुनि दादी मन पाड़ि बजलीह- ''चारिम भोट अबै से किछु पिहने मारिते-रास पाटी फड़ि गेल। कखनो कोनो रंगक झंडा लऽ कऽ जुलूसो निकले आ सभो होय तँ कखनो कोनो रंगक। जहिना आखिरी लगनमे छुटल-बढ़ल, बूढ़-पुरान, लुल्ह-नांगर सभ पालकीपर चढ़ि लैत तहिना भदबरिया बेंग जकाँ गामे-गाम नेता फड़ि गेल। ओना हम लिखा-पढ़ी कऽ कऽ कोनो पाटीक मेम्बर नइ भेल रही मुदा लोको बुझे आ अपनो मानैत रही। तँ मनमे अरोपने रही जे जेकरा जे मन फुड़ौ से करह मुदा जहिना शुरू से रहलौं तहिना रहब। भोट होइ से पहिनहि कताक गाममे मारि भेल। अपना गाममे भोट दिन तक ते मारि नहि भेल मुदा भोट दिन एहन मारि भेल जे लोककेँ पड़ाइन लगि गेलै।''

सुपती- ''हिनको कियो मारलकनि?''

''नइ कनियाँ, हाथ तँ नइ उठौलक। मुदा भोट खसबै नहि दिअए। हमर भोट केदैन खसा नेने रहए। कते कहा-सुनी भेलापर अनके नामपर भोट खसेलौं। भोट खसा कऽ जखन घुरलौं ते मनमे आएल जे आब भोट खसबै लए नइ आएब।''

ललित- ''पाटीबला सबकेँ नइ कहलिऐ?''

दादी- ''कि कहितियै। संयोगो नीके बुझहक। अगिला भोटमे पार्टीक उम्मीदवारे ने ठाढ़ भेल। जान हल्लुक भेल। आन पाटी ते मारिते रहै मुदा ककरा भोट दीतिऐ आ ककरा नइ दीतिऐ। तइ से नीक जे बूथपर जाएबे छोड़ देलिऐ।''

ललित- ''ककरो नफ्फा-नोकसान होउ, अहाँ ते बचलौं कि ने?''

ललितक बात सुनि दादीक आँखि नोरा गेलनि। मुँहसँ बकारे नहि फुटनि। थोड़े-खान चुप रहि बजलीह- ''बौआ, पटना दिल्ली ते कहियो मनोमे ने आएल मुदा गामोमे जहुना छलौं तहुना नइ रहलौं। जइ समाजक लोक 'माए जी' कहैत छलए ओइ समाजमे लोक ड़ॉड़ी कहए लगल। अइ बातक दुख सदिखन मनकेँ व्यथित केने रहैए।'' कहि आँखि बन्न कऽ सोचमे डुबि गेलीह। किछु समए गुम्म रहि पुन: बजए लगलीह- ''गामे-गाम तेहेन अगराही लगि गेल छै जे शान्त हएव कठिन अछि। पूबारि गाममे खेतक झगड़ामे मारि भेल। से खूब मारि भेल। दुनू दिस कते गोटेकेँ कान-कपार झड़लै। एकटा खूनो भेलै। मुदा अचरज ई भेलि जे एहेन सना-

सनी रहितौ गौऑंमे सुबुद्धि जगलै। कियो कोट-कचहरी नहि गेल। गामेमे फड़िया गेल। अखन जँ ओना होइत तँ गाम उजरि जाएत। तेहेन-तेहेन मनुक्ख सभ बनि गेल अछि जे सदतिकाल फोसरिये तकने घुरैए।''

ललित- ''भोटो दिन छी दादी। भोटो खसबैक अछि। मुदा जखन अहाँ आबि गेलौं तखन पहिने अहाँक काज सम्हारि देब।''

दादी- ''भोट खसबैले थोड़े मनाही करबह। भिनसर से साँझ धरि भोट खसैए। पाँच बजेमे भोट खसा लिहह।''

''ताबे तक भोट बचले रहत?''

''जे लड़ैए, ओकरा एतबो बुत्ता नइ छै जे बूथ सम्हारि कऽ राखत। ओना भोटे खसौने कि हेतह। देखते छहक जे कियो बक्से हेरा-फेरी कऽ लैत अछि तँ कियो रिजल्टे बदलि लैत अछि।''

''बेस कहलौं दादी। काका (दादीक बेटा) कतऽ रहै छथि?''

बेटाक नाओ सुनते दादीक मनमे खुशी एलनि। मुस्की दैत बजलीह- ''बौआ, पनरह-बीस बर्ख से बौआइते-ढहनाइते छलए। पहिने दिल्ली गेल। ओइठीन काज नै भेलै तब बमै गेल। ओतौ नोकरी नै भेलै। तखन हाड़ि-थाकि कऽ पाँच बर्ख पहिने कलकत्ता गेल। मुदा जहिना बमै पाइ बलाक छी तहिना कलकत्ता गरीब लोकक छी। ओइठीन एकटा साइकिल मिस्त्रीक दोकानमे नोकरी भऽ गेलै। दरमाहा ते बेसी नइ दइ मुदा साइकिल बनबैक सभ लूरि भऽ गेलै। अपने दिगारिक मिस्त्री छी। अपने बहीनि से विआहो कऽ देलकै। सुनै छी जे पुतोहूओ मिसतिरिआइ करैए। दुनू बेकती एते कमा लइए जे अपनो गुजर करैए आ घर बनबैले रूपैइयो पठा देलकहें। सएह रूपैआ छी।''

''असकर लए तँ अहाँकें एक्कोटा घर से काज चलि जाएत?''

''हँ, से ते चलि जाएत। मुदा पुरजीमे लिखने अछि जे आब गामेमे रहब। पुरना जते मिसतिरी अछि ओ सभ मोटर साइकिलक मिसतिरी भऽ गेल। जहन कि गामे-गाम साइकिलक पथार लगि गेल हेन। तहूमे तेहेन साइकिल अछि जे छह मासक उपरान्ते मिसतिरीक काज पड़तै।''

ललित पत्नीकें कहलक- ''एक बेरि आरो चाह बनाउ। दादीक संगे जाएब।''

सुपती- ''घरमे दूध कहाँ अछि। नेबोओ सबटा चोराइये के तोड़ि लइ गेल।''

दादी- ''कनियाँ अहाँकें नहि बुझल हएत, नइ नेबो अछि ते नेबोक दूटा पाते दऽ दिऔ।''

चाह बनल। एक घोट चाह पीबि ललित दादीकें पुछलक- ''दादी केहेन घर बनेबै?''

''बौआ, गिलेबापर जोड़ि तीन नंबर ईंटाक देवालपर सँ एसवेस्टसक छत देबै। कहुना-कहुना ते बीस-पच्चीस बर्ख चलबे करत।''

''से ते बेसिओ चलि सकैए आ सालो भरि नइ चलि सकैए।''

''से की?''

''तेहेन सिमटीक घटिया एसवेस्टस बनैए जे पाथरक चोट बरदास करत।''



मूड़ी डोलबैत दादी- ''हँ, से ते ठीके कहलक।'' कहि गुम्म भऽ गेलीह। दादीकेँ गुम्म देखि ललित बाजल- ''दादी, जेँ अस्सी तेँ निनानबे। चदरा तरमे खूब गतगर कऽ खरहीक छाँड़ दऽ देबइ। जँ पथरो खसत ते चदरे ने फुटत, जान तँ बँचत कि ने। बेसी से बेसी देहपर पानि चुबत। सएह ने।''

शिव कुमार झा ''टिल्लू''

समीक्षा- विभारानीक नाटक बलचन्दा २.तारानन्द वियोगी- सुभाष चन्द्र यादवक कथा संवेदना- - सुभाष चन्द्र यादवक नवका कथा संग्रह 'बनैत बिगड़ैत'३.बिपिन झा- **हे हृदयेश्वरी: एक कटाक्षालोचन ॥**

१.

शिव कुमार झा ''टिल्लू''

**समीक्षा- विभारानीक नाटक बलचन्दा**

श्रीमती विभा रानी मैथिली साहित्यक चर्चित लेखिका छथि। श्रुति प्रकाशनसँ प्रकाशित हुनक नाटक दूय भाग रौ आ बलचन्दा पढ़लहुँ। भाग रौ बड़ नीक लागल, परंच बलचन्दा पढ़िते हृदयमे नव वेदना पसरि गेल आ समीक्षा लिखवाक दु:साहस कऽ देलहुँ।

वास्तवमे वलचन्दा नाट्क नहि, छोट पोथीमे मात्र 20 पृष्ठक एकांकी थिक। सभसँ पैघ गप्प जे विभा जी वर्तमान सामाजिक जीवनक सभसँ पैघ समस्याकेँ अपन लेखनीक विषय बनौलन्हि। कन्या भ्रुण हत्या बर्तमान समाजमे विकट रूप लऽ रहल अछि। प्राय: नाटकमे पुरूष प्रधान पात्रकेँ नायक कहल जाइत अछि परंच एहि ठाॅ रोहितक भूमिका खलनायकक अछि। विजातीय समाजक एक शिक्षितसँ क्षणक आवेगमे प्रेम कएलनि। विवाह सेहो भऽ गेल। मुदा ओहि स्त्रीकेँ की भेटल? अभियन्ताक शिक्षा ग्रहण कएलाक पश्चात् गृहिणी वनि कऽ रहि गेली। पुरूष प्रधान समाज तैयो पाछाँ नहि छोड़लक। प्रथम संतान बालक होएवाक चाही। आश्चर्यक गप्प ई जे एहि प्रकारक आदेश सासु द्वारा देल गेल। एक नारी द्वारा दोसर नारीसँ आबएबला नारीक नाश करबाक कुटिल आज्ञा एहि एकांकीक मूल विषए-वस्तु अछि। खलनायक चुप्प छथि, किएक तँ ओ मातृभक्त। तखन दोसर माएकेँ संतति हंता किए

बनाबए चाहैत छथि। जीवन भरि संग देवाक शपथकेँ की भेल? जखन निर्वाह करबाक सामर्थ्य नहि छल तँ आन जातिक कन्याकेँ संगिनी किए बनौलन्हि। रोहितक प्रेम-सिनेह नहि वरन् वासना मात्र छल।

स्त्रीकेँ भोग्या बना कऽ राखब ओहि परिवारक मूल संकल्प। ओहि लोकनिकेँ सोचवाक चाही जे आव ओ दिन बीति गेल, नारी लक्ष्मी तँ चंडी सेहो छथि। रोहितक स्त्री गर्भपातक प्रवल विरोध कएलनि। प्रतिज्ञा कए लेली जे अबैबला तनयाक पतिपाल स्वयं करब।

एहि एकांकीक भाषा सरल आ सुन्दर अछि। विषए-वस्तुक सम्पादन सुन्दर आ आकर्षक। मैथिल संस्कृतिक व्यापक प्रदर्शन। जय-जय भैरविसँ प्रारंभ आ समदाओनसँ इति श्री। नारी व्यथाक मर्मस्पर्शी चित्रणक संग जाति व्यवस्थापर मैथिली साहित्यक लेल ई नाट्क नहि एकटा आन्दोलन कहल जा सकैत अछि। संस्कृतिक रक्षाक लेल आ सामाजिक संतुलन हेतु साहित्यिक आन्दोलन विभा जीकेँ नमन........ धन्यवाद।

पोथिक नाम- भाग रौ आ बलचन्दा

लेखिका- विभा रानी

दाम- १००रू.

प्रकाशक- श्रुति प्रकाशन, दिल्ली पोथी प्राप्तिक स्थान: Pallavi Distributors मोवाइल- ९५७२४५०४०५Ward no- 6, Nirmali (Supaul)

२.

तारानन्द वियोगी

सुभाष चन्द्र यादवक कथा संवेदना- - सुभाष चन्द्र यादवक नवका कथा संग्रह 'बनैत बिगड़ैत'

कोनो संग्रहकेँ, चाहे ओ कथा संग्रह हो आ कविता आ निबन्ध संग्रह, एक नीक अथवा अधलाह संग्रह कोन आधारपर मानल जाए? अंग्रेजीसँ लऽ कए मैथिली धरिक संग्रहकेँ देखैत हमर एक सामान्य मान्यता बनल अछि जे जाहिमे पाठककेँ साठि प्रतिशत रचना, अपन पसन्दक, अपन काजक भेटैत हो, तकरा एक नीक संग्रह मानल जेबाक चाही। एहिसँ बेसी प्रतिशतक निर्वाह कठिन छै आ ताहिमे प्रधान कारण अछि पाठकक रूचिभिन्नता। जे से। हम तँ जखन पढ़लहुँ तँ बुझाएल जे कोनो कारण नहि छै जे सुभाषक एहि संग्रहकेँ अधलाह संग्रह मानल जाए।

चालीस बरखसँ ऊपर भेल जे सुभाष मैथिलीमे कथा लेखन शुरू केने छलाह। ओ सुरूहेसँ कने 'दोसर तरहें' लिखै छलाह। तकर तात्विक कारण छलै जे जीवनकेँ आ जगतकेँ कने दोसर तरहें देखै छलाह। 'दोसर तरहें' माने मैथिलीमे जाहि तरहें देखबाक रेबाज रहलए, ताहिसँ भिन्न तरहेँ। कोनो लेखक यदि जीनियस हएत आ ओरीजिनल लिखत तँ ई चीज हेबे करतै। से कैक गोटेमे भेलैए। सुभाषोमे भेलनि अछि। तँ हमरा लोकनि देखैत छी जे मैथिलीमे जे गंभीर लोक सभ छलखिन, से सुभाषकेँ बहुत मान देलखिन। सुभाषमे, मैथिली साहित्यकेँ अपना लेल नैतिक समर्थन देखार पड़लैक। प्रख्यात आलोचक कुलानन्द मिश्र कहलनि जे मैथिली कथाक क्षेत्रमे एकटा निश्चित सीमाक अतिक्रमण सुभाष चन्द्र यादवक बादे आरम्भ भेल।

कुलानन्द कुलानन्दमिश्र 'बुधिआरकेँ इशारा काफी' बला अंदाजमे अपन बात कहलखिन आ एहि बातकेँ नहि साफ केलखिन जे मैथिली 'एकटा निश्चित सीमा' की छलै आ सुभाष कोन तरहें ओकर अतिक्रमण केलखिन। मुदा, हमारा पुछै छी जे मैथिली साहित्य अंततः थिक की? जीवन जगतकेँ देखबाक एकटा ब्राह्मण दृष्टि। अपना संतोषक लेल हमरा लोकनि कहि सकै छी जे एहि दृष्टिमे बहुत विविधता छै अनेक वाद अछि, अनेक पीढ़ी अछि। आदि आदि। से बड़ बेस।

मुदा तैयो, ई तँ एकर बड़ पैघ सीमा भेलै कि नहि! मानै लेल तँ संसारक अधिकांश लोक आइयो इएह मानैत अछि जे मैथिली साहित्य भाजपाक एकटा सांस्कृतिक उपनिवेश थिक, मुदा ई लोकनि दयनीय छथि कारण मैथिलीक सार्थक लेखनक यथार्थ हिनका लोकनिकेँ नहि बूझल छनि। दोसर दिस हमरा लोकनि देखैत छी जे दृष्टिवान सम्पादक अशोक जखन समकालीन कथापर 'संधान'क विशेषांक प्रकाशित करैत छथि तँ आयासपूर्वक सुभाषक कथासँ आरंभ करैत आगामी विकासक आकलन करैत छथि कुलानन्द मिश्रक मान्यताक सर्वजनीजीकरणक ई एक दृष्टांत थिक।

सुभाष कने दोसर तरहें जीवनकेँ देखैत छथि। कोन तरहें? हुनक एक कथा 'एकटा अंत'मे आएल एकटा चित्रण हमरा एहि ठाम मोन पड़ैत अछि। कथावाचक अपन बीमार ससुरक जिज्ञासामे सासुर गेल अछि। ओतए ससुरक संग ओकर देखा देखीकेँ चित्रण कथाकार करैत छथि 'जखन हुनकासँ विदा लेबऽ गेल रही तँ हुनकर आँखिमे ताकने छलिअनि। ओहो हमर आँखिमे ताकने छलाह। आ हमरा दुनूकेँ बुझाएल रहए जेना ई ताकब अंतिम ताकब थिक, जेना आब फेर कहियो भेंट नहि होएत'। देखल जाए। दुनू दुनूक आँखिमे ताकैए। दुनू दुनूक आँखिक भाषा बुझैए। एक दोसरक भावनाक आदान प्रदान बहुत प्रामाणिकताक संग भऽ रहल अछि। अलगसँ एहि दुनूकेँ कोनो भाषाक प्रयोजन नहि छै। कने अखियास कएल जाए जे एहि तरहक कम्यूनिकेशनमे संवेदनशीलताक कोन तल वांछित अछि, जीवनक मर्मक भीतर कतेक गहराई धरि पैसब जरूरी अछि! ई सुभाष छथि! हुनकर सीमा छनि जे कलावादी ओ भऽ नहि सकै छथि, बहुत कलाकारी कऽ नहि सकै छी। ज्ञान छनि दुनिया भरिक। मुदा जखन रचबाक बेर अबै छनि तँ ततेक प्रकृत भऽ जाइत छथि तें 'प्राइवेशी'केँ सर्वस्वीकृत मानक धरि टुटि जाइत अछि। अहाँ देखि सकै छी जे ई चित्रण मात्र एक चित्रण नहि थिक; सुभाष दुनियाकेँ कोना देखै छथि तकर स्पष्टीकरण थिक। ई अपन पाठकसँ डिमांड सेहो थिक जे हुनका देखू तँ एहि ठामसँ देखू एतबा संवेदन क्षमता राखि कऽ, जीवन मर्ममे एतबा डूबि कऽ। देखबाक प्रचलित रेवाज की अछि? ककरो आ कथूकेँ देखू तँ विचारक संग देखू जे की देखै छी, कते देखै छी, कोन ठामसँ देखै छी! आदि आदि। आ जखन विचारक संग देखबै तँ चयन बुद्धि सक्रिय रहबे करत। देखलमे कांट छांट करब। जे प्रयोजनीय नहीं बुझाएत तकरा छाँटि देबैक। ततबेकेँ राखब जाहिसँ अहाँक अभिप्राय स्फुट भऽ जाए। साहित्यमे आम तौरपर इएह रेवाज छै। परम्परित साहित्य शास्त्र सेहो एकरे कवि प्रक्रिया कहैत छै। सुभाष कने दोसर तरहें देखैत छथि। देखबाक संकल्प टा खाली हुनकर होइ छनि, माने जे ककरा आ कथीकेँ देखबाक अछि। तकरा बाद, कोनो चयन बुद्धि नहि, कोनो विश्लेषण नहि, कोनो सिंगार पेटार नहि बस, ओ खाली देखै छथि, जेना हुनकर कथावाचक अपन ससुरक आँखिमे देखने छल।

जीवनकेँ देखबाक दृष्टि आनिवार्य रूपसँ कथाक भाषाकेँ आ शैलीकेँ आ रचना विधानकेँ नियंत्रित करैत अछि। जेहन अहाँक दृष्टि अछि तदनुरूप अहाँक शिल्प हएत। सुभाषक कथामे हमरा लोकनि देखै छी जे व्यापक पसरल जीवनक कोनो एकटा क्षणसँ कथा शुरू होइ छै। आ जतएसँ शुरू होइ छै, तकर बाद एक एक प्रक्रमक विवरण दैत आगू बढ़ै छै, बस विवरण दैत बिना कोनो विश्लेषणक आ तखन देखै छी जे कथाक ई क्रम आगू बढ़ैत बढ़ैत कोनो एक ठाम आबि कऽ समाप्त भऽ जाइ छै। कोनो पैघ कालखण्ड हुनका कथामे कमोबेस भेटैत अछि। तहिना, घटनावलिक अथवा विचार सरणिक विश्लेषणो हुनका कथामे नहि भेटत,

जेना हुनके समकालीन सुकांतक कथामे भेटैत अछि। हम सभ तँ देखै छी जे अपन जाहि कथामे सुभाष अपन प्रकृतिक विरूद्ध विश्लेषण करबाक प्रयास केलनि अछि से कथा हुनकर अधलाह कथाक रूपमे चीन्हल गेल अछि। माने जे जे चीज ओ छथि, सएह बनल रहथु तँ ओ सुन्दर लगैत अछि।

हुनकर एक कथा छनि 'अपन अपन दुःख'। एक परिवारक माने पति पत्नीक सात आठ घंटा रातुक समय कोना बितलै, तकर विवरण एहि कथामे देल गेल छै। पत्नीक मोन सांझेसँ किछु खराब छै जे कि परिवारक लेल एक रेहल खेहल बात थिक। ओ बिनु भानस भात केने खाटपर सूतलि अछि। पेशंट देरीसँ घर घुरैत अछि। बच्चा सभक सहायतासँ कहुना भानस करैत अछि। खाइ लेल पत्नीकेँ उठबैत अछि। ओ नहि उठैत अछि। ओकर भोजन सुरक्षित राखि देल जाइछ। बाँकी सभ लोक खा कए सूति रहैत अछि। पति कोनो आन कोठलीमे सूतल अछि। रातिमे तीन बेर आबि कऽ पत्नी पतिकेँ उठबैत अछि। पत्नी कर्कशा अछि। ओकरा मुँहसँ कुबोले बहराइत छै। पतिकेँ उठबैत अछि जे 'एना पाड़ा जकाँ डिकरय' नहि। पति ठरर पाड़ैत अछि, मुदा चिंतित अछि जे कण्ठमे कफ फसने ओकरा घरघरी शुरू भऽ गेल छै। भोरमे पता लागैत अछि जे पत्नी रातिमे भोजन नहि केलक। पति जँ उठौलापर उठि गेल रहितय, माने अपन बिछौनासँ बाहर, माने अपन सीमासँ, अपन घेराबंदीसँ तँ पत्नी भोजनो करितय, ओकर मोनो नीक होइतै आ 'ठरर आ घरघरी'क जाहि दुष्चक्रमे ई दुनू पड़ल अछि, सेहो टुटितय। ई सुखाड़केँ कथा थिक। एहि ठाम सभ कथू सूखि गेल छै पति पत्नीक सम्बन्ध, एक दोसराक लेल राग, एक दोसराक अस्तित्वकेँ स्वीकारबाक लेल एकटा नमनीयता, एकटा 'स्पेस' किछुओ बचल नहि देखाइछ। जेहने एकर विषय छै, ठीक तेहने शिल्प आ तेहने कथा भाषाक प्रयोग कएल गेल छै। दाम्पत्य जीवनक जे आधारशिला छिएक प्रेम, से एहि ठाम कतहु नहि अछि। आ, सुभाष एहि संग्रहक भूमिकामे कहैत छथि जे 'हम एहन मनुक्ख गढ़ऽ चाहैत छी जे सभसँ प्रेम करए'। ध्यान देल जाए। ओ दुनू पति पत्नी तँ एक दोसरसँ प्रेम नहीं कऽ पाबैए, कारण प्रेमक लेल एकटा शर्त्त छै, सेहो सुभाष भूमिकेमे कहने छथि तँ 'प्रेम वएह कऽ सकैत अछि जे सत्यक सर्वाधिक निकट हएत'। आ, अपन अपन अहंकारक कारण, जकरा सुभाष 'अपन अपन दुःख' कहैत छथि, आ व्यक्तित्वगत आन आन मलिनताक कारण ई दुनू एक दोसरसँ प्रेम नहि कऽ पबैए। मुदा, जाहि तरहें सुभाष एहि विवरणकेँ प्रस्तुत केने छथि, से पाठकमे प्रेमकेँ जरूरत, प्रेम करबाक बेगरताकेँ निशान छोड़ैए।(मोन पड़ैए हिन्दी कवि अज्ञेयक एकटा कविता पंक्ति 'दुःख सबको मांजता है/और, सबको मुक्त करना वह न जाने/किंतु, जिनको मांजता है/उन्हें यह सीख देता है कि सबको मुक्त रक्खे'।) तँ, सएह। एहना स्थितिमे जखन सुभाष कहै छथि जे प्रेम केनिहार मनुक्ख ओ गढ़ऽ चाहै छथि कथामे आ कि पाठकक स्मृति संस्कारमे? निश्चिते पाठकक स्मृतिमे, ओकर संस्कारमे। प्रेम हुनक कथा विषय नहि थिक, कथा विषयक प्रतिफलन थिक, से हमरा लगैत अछि।

मुदा, औपचारिक रूपसँ जकरा प्रेमक बारेमे लिखब कहल जाइ, ताहू तरहक कथा सुभाष लिखलनि अछि आ हमरा खुशी अछि ई कहैत जे एहन कथा मैथिली कथा क्षेत्रक सीमाक सुनिश्चित अतिक्रमण करैत अछि। हुनक एक कथा थिक 'एकटा प्रेम कथा'। एहि कथामे एकटा लड़की छै जे एकटा लड़काकेँ बरोबरि फोन करैत अछि। फोनक मालिक कथावाचक थिकाह, जकरा लड़की 'अंकल' कहैत छैक। आ, लड़का, जे कि कथावाचकक पड़ोसी थिक, के तँ ओ 'अंकल' छथिहे। एहि त्रिकोणक तेसर कोण ___ अंकलक नजरियासँ एहि कथाक रचना भेल छैक। किछु पाँती सभ देखी।-'आब ओ लड़की सीधे प्रेमीसँ सभ तरहक गप करैत हएत। भरिसक इएह सोचि कऽ प्रेमी मोबाइल किनने हो। हमरा लागल जेना हमर किछु छिना गेल हो'। आ, इहो देखी 'फोन राखि देलाक बादो हमारा ओत्तहि ठाढ़ रही गेल रही, जेना किछु आर कहबाक हो, किछु आर कहबाक हो, किछु आर सुनबाक हो। हमरा छगुंता भेल, ओहि लड़की लेल हमारा किए उदास भऽ रहल छी'? आ, एकटा परिस्थिति एहि तरहक 'साझकेँ बेसी काल ओ किरानाक एकटा दोकानमे बैसल रहैत अछि। पहिने ओत्तहि देखबै। नहि भेटल तँ ओकर घर जाए पड़त। मुदा घरपर तँ ओकर माए बाप छै। माए बापकेँ लड़कीक फोन दिअ कहब ठीक नहीं हेतै'। आ अंततः निष्पत्ति किछु एहि तरहक 'अपन छांहे जकाँ ओ लड़की हमर संग संग चलि रहल छल, प्रेमी नामक रौदमे कखनो पैघ आ कखनो छोट होइत'। आब कहल जाऊँ जे एहि तरहक सम्बन्धकेँ कोन सम्बन्ध कहल जेतै? सुभाष कहै छथि 'प्रेम कथा' मानो ई अंकल महाशय सेहो प्रेममे पड़ल छथि। एहि प्रेममे जे ई दुनू लड़का लड़की खूब जतनसँ एक दोसरसँ प्रेम करए, तकरा निमाहए। 'प्रेम' जँ ई थिक तँ कहए पड़त जे भौतिक प्रेमकेँ सब्लिमेशन (उदात्रीकरण) थिक। सोचि कऽ देखी तँ ई कथा, मात्र एकटा कथा नहि थिक, मिथिलाक सामाजिक परिवेशमे आ मैथिली कथामे एकटा नवीन पीढ़ीक आगमनक कथा थिक एहन पीढ़ीक जे मानैत अछि जे धिया पुतामे एक दोसरसँ प्रेम करबाक चाही, तकरा निमाहबाक जतन करबाक चाही कारण ई दुनिया निर्बाध रहए ताहि लेल प्रेम जरूरी छै आ जीवन अपन लयमे आगू

बढ़य, ताहि लेल प्रेम जरूरी छै। ई कथा तखन किछु आर पैघ देखार पड़त जँ हमरा लोकनि मैथिलीक सम्बन्ध कथा सभक परिप्रेक्ष्यमे एकरा देखी। हमरा तँ मोन पड़ैत अछि दू दशक पहिने मान्य साहित्यकार लोकनिक बीच 'मिथिला मिहिर'मे भेल तुमुल 'सम्मति विमति' जाहिमे बात आएल रहै जे मैथिली कथाकेँ सन्दर्भ लैत बात करी तँ मिथिलाक लोक प्रेम कैए नहीं सकैत अछि, जे ओ कऽ सकैए से थिक छिनरपन। जकरा प्रेमकथा कहल जाइछ से वस्तुतः छिनरपनक कथा थिक। प्रश्न अछि जे सुभाषक एहि कथाकेँ कोन छिनरपनक कोन कोटिमे राखल जाए।

अस्तु, हमारा सुभाष चन्द्र यादवक कथाक स्वभावपर बात करैत रही। हुनकर कथाक स्वभाव एहन छैक जे केन्द्र बिन्दुकेँ थाह पेबामे अक्सरहा मतांतरकेँ गुंजाइश भऽ सकै छै। एक मोड़पर सँ कथा आरंभ भेल आ अगिला मोड़ अबैत अबैत समाप्त भऽ गेल। आब पाठक निर्णय करथु जे एतबा दूरक विवरणक निरंतरतामे केन्द्र बिन्दु कोन छल? एहिमे पाठकक लेल 'बुढ़ारीक लाठी' बनै छै सुभाषक देल शीर्षक। हुनकर कथा, एहि प्रकारक कथा सभ थिक जाहिमे शीर्षकक निर्णायक महत्व होइत छैक। आ, शीर्षक अंततः भेल की? केन्द्र बिन्दुक ठीक ठीक संकेत नहि दऽ सकल आ संकेत अति दुरूह भऽ गेल (केनरी आइलैण्ड)क (नारेल जकाँ) तँ सम्यक सम्प्रेषण कठिन भऽ जाइ छै। एकटा दृष्टांत ली। कथाक शीर्षक थिक 'एकटा अंत'। एहि कथामे एकटा बुद्धिवादी जुवक अछि जे कर्मकाण्डक विरोधमे ठाढ़ भेल अछि। अपन पक्षक स्थापनाक लेल ओ बहुत संघर्ष करैत अछि, मुदा ओकर बहुत दुर्गंजन होइत छैक आ ओ अपनहुकेँ अपना विचलित आ थाकल अनुभव करैत अछि। तकर डिटेल्स कथामे आएल छै। शीर्षक देल गेल छै 'एकटा अंत' प्रश्न अछि कथीक अंत? जँ उत्तर हएत कर्मकाण्डक अंत, तँ मानऽ पड़त जे ई कथा नितांत अधलाह आ असफल कथा थिक, कारण कथ्यक निर्वाह ने कथा विवरण कए पाएल अछि आ ने कथा समय। मुदा, जँ एकर उत्तर होइक 'कर्मकाण्डक विरोध परम्पराक अंत' तँ लगले देखब जे ई कथा खूब सुन्दर कथाक रूपमे मोन राखऽ जोग देखार पड़त, जे बहुत करूणासँ भरल अछि आ एकटा संकल्प (संकल्प ई जे एहि जुबककेँ संरक्षण भेटबाक चाही) केँ संग समाप्त होइत अछि। फेर वएह बात। संकल्प कथामे कथित नहीं भेल छैक, ओ कथाक प्रतिफलनक रूपमे पाठकक मोनमे उचरैत छैक।

ओना, गौर कएल जाए तँ सुभाषक कथामे एकटा आर समस्या देखार पड़त। एकरा संतुलनकेँ चूक कहल जा सकैए। जेना अहाँ कोनो फिल्म देखैत होइ आ पाबी जे कोनो एकटा दृश्यकेँ जरूरतसँ बेसी काल धरि देखाएल जा रहल हो, जकर कि डिमांड कथाकेँ नहि छै। कहब आवश्यक नहिजे एना एहि दुआरे होइ छै जे दर्शक (आ पाठक)क डिमांड आ फिल्मकार (आ कथाकार)क डिमांड भिन्न भिन्न भऽ जाइत छैक। से, हमरा लोकनि कैक कथामे देखै छी जे विवरणक अनुपात औचित्य टुटलैक अछि आ किछु एहनो बात आबि गेल छैक जकर आवश्यकता कथामे नहि छैक। एक हद धरि सुभाष कथाक शीर्षक चयन सेहो, जे कि एक खास फ्रेममे राखि कऽ कथाकेँ देखबाक आग्रह रखैत छैक मुदा स्वयं कथे एहि आग्रहक रक्षा नहि कऽ पबैत अछि। किछु ठाम तँ एहनो देखैत छी ज्र विवरण देबाक लेल जाहि शब्दावलीक प्रयोग सुभाष केलनि अछि से उकडू बुझा पड़ैत छैक आ सम्पूर्ण कथाक ताना बानामे पीयन जकाँ देखाइत छैक। हुनकर एक बहुत सुन्दर कथा छनि 'हमर गाम'। कोसी परिसरमे बसल लोकक जीवन संघर्षकेँ ई अप्रतिम दस्तावेज थिक। एहि कथामे बस एकठाम, सेहो प्रसंगात्, एकटा स्त्री परमिलिया अबैत छै। एहि कथामे पुरूखक जीवन संघर्षकेँ ओ बहुत जीवंत आ प्रामाणिकिअ विवरण देलनि अछि, ताहिमे कतहु पुरूख देहक अलगसँ कोनो वर्णन नहि भेल छै। मुदा, जखन स्त्री अबैत अछि, आ सेहो श्रम करैत स्त्री, गहूमक बोझ उठा उठा कऽ थ्रेसर लग पहुँचाबैत स्त्री, तँ कथाकारक नजरि ओकर श्रमपर नहि, ओकर देहपर पड़ैत छनि आ हुनकर शब्दावली देखी 'कर जोबनक उभार पुरूष सम्पर्कक साक्षी छै'। लगेगी हाथ ओ इहो बता जाइत छथि जे ई परमिलिया सूर्यास्तक बाद घास छीलए जाइत अछि कारण सन्ध्या अभिसारकेँ ओकरा खगता छै। किए? एतेक 'सेंसेनल' ओ किएक होइत छथि जखन कि कथाकेँ एहन कोनो मांग नहि छैक, उनटे कथाक समेकित प्रभावकेँ ओ खंडित करैत छैक। 'कनिया पुतरा' कथामे 'नेबो सन कोनो कड़गर चीज' कथावाचकक बाहिसँ टकराइत छैक जे कि 'लड़कीक छाती' छिएक जकरा कथाकार 'फुटैत जोबन' कहलनि अछि। हमारा नोटिस केलहुँ अछि जे कथाकारक सुभाषक शब्दावलीमे आएल ई नवीन प्रभाव थिकियनि। आनो आन अनेक शब्द, मोहावरा, कथन भंगिमा नव तरहें हुनका कथामे आएल अछि। से सभ अधिकतर प्रामाणिक प्रभाव छोड़ैत अछि। मुदा गौरतलब थिक जे ओ 'भिजुअलाइजेशन'मे हायपर सेंसेबल भेलाह अछि।

एहि सभ बातक अछैत, कैक कारणसँ सुभाषक ई कथा संग्रह सदैव स्मरन कएल जाएत। एक तँ एहि कारणेँ जे मैथिलीक ई अप्रतिम कथाकार बीस बरख धरि लगातार चुप्प रहलाक बाद फेर कलम पकड़लक आ तकर परिणाम एहि संग्रहमे संगृहित भेल अछि। एहि बीचक अवधिमे मैथिली कथा साहित्यक परिदृश्यमे बहुत बदला आबि गेल अछि। कथा आइ ठीक ओत्तहि नहि अछि जतए सुभाषक युगमे छल। बहुतो नव नव चीज कथामे आएल अछि। एक संवेदनशील सर्जकक रूपमे सुभाष एहि सभ कथूक प्रति ग्रहणशील सेहो छथि। ओ स्वयं कहने छथि जे हुनक एहि दोसर दौरकेँ कथा सभमे अपेक्षाकृत बेसी सावधानी आ सजगता छनि। हमारा पबैत छी जे नितांत सजग रूपसँ सुभाषक साहित्य किछु एहन तथ्य लऽ कए आएल अछि जे अक्सरहाँ समकालीन लेखनमे अनुपस्थित पाओल गेल अछि। जेना, एक यथार्थवादी कथा भाषाक वितान, जकर मास्टर सुभाष छथि। जेना, कथामे जीवनकेँ देखबाक एक दार्शनिक दृष्टिकोण, जाहिमे ततबा गहराई छै जे देखल जाए वला वस्तुकेँ अधिकिअ पारदर्शी बना दैत छैक। आ सभसँ जबरदस्त मोन राखल जाए वला चीज तँ छै कोशी प्रांगणक जीवन संघर्षपर केन्द्रित हुनकर तीनटा कथा एहि संग्रहमे संगृहित छनि।

सुभाष कहियो कहने छला 'जीवनक लेल जे नीक आ सुन्दर अछि, हमर कथा तकरे आग्रही अछि। हमर कथाक प्रेरणा जीवन प्रेम अछि। जे कोनो चीज जीवन विरोधी अछि, हमर कथा तकरा प्रति वितृष्णा उत्पन्न करैत अछि'।

से ठीके। कम करए, बेसी करए; भाषामे करए आ प्रतिफलनमे करए, सुभाषक कथा काज तँ जरूर सएह करैत अछि।

३.

बिपिन झा

**श्रीः**

**॥ हे हृदयेश्वरी: एक कटाक्षालोचन ॥**

गतांक सँऽ आगू...

जहिना उरस्थ हृदय के दू भाग होइत अछि-

- लघुमस्तिष्क
- महामस्तिष्क।

लघुमस्तिष्क शरीर सन्तुलन-गतिनियन्त्रण आदि कार्य करैत अछि ओतहि महामस्तिष्क मन, बुद्धि, चित्त आदि रूप में प्रथित होइत अछि।

चरकसंहिता उक्त तथ्यक पुष्टि करैत अछि[1]।

अस्तु हृदयेश्वरी पद में विद्यमान 'हृदय' स्वीकार करब उचित कियाक तऽ शिरस्थ स्वीकार करब उचित कियाक तऽ शिरस्थ हृदय आत्मा के आश्रयस्थान, चेतना क केन्द्र, पंचेन्द्रिय के आधार, बुद्धि के संग्रहस्थान, स्मृति केर संचालय, चित्तक आधार, जीवात्माक आश्रयभूमि, स्नायु केर केन्द्र होइत अछि। चिन्तन प्रेरणा आदि शिरस्थ हृदये सँऽ संभव छैक[2]। एहि बातक प्रमाण सुश्रुत सेहो दैत अछि[3]।

एहि शिरस्थ हृदय के स्वाशयानुकूल प्रेरित करबाक सामर्थ्य हृदय केर ईश्वरी अर्थात कान्तामात्र कय सकैत अछि। कदाचित एहि आशय के ध्यान में रखैत कहल गेल अछि काव्यप्रकाश[4] में जे काव्य अर्थात साहित्य केर बात कान्ता द्वारा कहल गेल वचनतुल्य होइत अछि जेकरा कखनहुँ उपेक्षित नहि कयल जा सकैत अछि। कियाक तऽ कान्ता में शिरस्थ हृदय के स्वामिगतगुण विद्यमान रहैत अछि जे प्रकृतिप्रदत्त अछि।

एतय समीक्षात्मक रूप सँऽ एतेकमात्र कहल जा सकैत अछि जे यदि ओ हृदयेश्वरी प्रकृति प्रदत्त स्वामिगतगुण क प्रयोग स्वाशयानुकूल करबाक अपेक्षा श्रेय-प्रेय एवं योग-क्षेम कें ध्यान में यदि रखैत करैत छथि तऽ ओ हृदय धन्य होयत। अस्तु प्रकारान्तरें हृदयेश्वरी पद आत्मसमर्पणतुल्य अछि जे पूर्णतः शिरस्थ हृदय सँ सम्बद्ध अछि नकि उरोभागस्थ हृदय सँऽ।

{लेख सन्दर्भित टिप्पणी kumarvipin.jha@gmail.com पर सादर आमन्त्रित अछि।}

लेखक केर सामान्य परिचय-

बिपिन कुमार झा

(स्नातक- ECC. Allahabad University, परास्नातक- Jawaharlal Nehru University, दर्शननिष्णात- Jawaharlal Nehru University, सम्प्रति Cell for Indian Science & Technology in Sanskrit, HSS, IIT Bombay में शोधरत। विस्तृत विवरण bipinjha.webs.com पर सुलभ।)

---

[1] षडंगमंगं विज्ञानमिन्द्रियाण्यार्थपंचकम।

आत्मा च सगुणश्चेतः चिन्त्यं च हृदिस्थितम॥ सूत्रस्थान ३०.४५

[2] चिन्तादि जुष्टं हृदयं प्रदूष्य....। चरक० चिकित्सास्थान उन्मादाध्याय

[3] हृदयं चेतना स्थानं...। सुश्रुत० शरीरस्थान ४.३४

[4] काव्यं यशसे अर्थकृते व्यवहारविदे शिवेतरक्षतये।

सद्यः परिनिर्वर्तये कान्तासम्मिततयोपदेशयुजे। काव्यप्रकाश, प्रथमोल्लास

१.**राम भरोस कापडि 'भ्रमर'-जट जटिन**

२. **बेचन ठाकुर-** नाटक बेटीक अपमान-(दृश्य छठम)

**राम भरोस कापडि 'भ्रमर'**

**जट जटिन**
**लोकनाट्य**
**रुपान्तर - राम भरोस कापडि 'भ्रमर'**

मंच पर प्रकाशक एउटा गोल घेरा डांरमे नगाडा बन्हने नट पर पडैत छैक । ओ नगाडा के सुरताल मे बजबैत रहैत अछि । दोसर प्रकाशक घेरा दहिन कात प्रवेश करैत नटी पर पडैत अछि । ओकरा संग घेरा नट लग धरि अवैत अछि । आव दुनू के उपर प्रकाशक धेरा छै ।
नट– (नटी के देखि प्रशन्न होइत)
अहा,केहन सयौग अछि ई,प्रिय अहांके देखल,
नटिन–(नृत्याभिमूख मुद्रा प्रदर्शित करैत)
जट जटाधर व्यग्र बनल हो, पार्वती कोना बैसल ।
नट– धन्य प्रिय अहां संग पुरै छी सदिखन हमर छी अंग
नटिन– जनम–जनम धरि एहिना प्रियतम छोडब अहां के ने संग ।

नगाडा पर फेरस चोट पाडैत नटक हाथ चलैत अछि । रुकलाक वाद ।

नटिन– रंगमंच पर किए उपस्थित मनमे की फुरल अछि,
आइ ककर उद्घाटन करबै, दर्शक खूब जूटल अछि ।
नट– मध्यकाल के प्रेमी युगल के खिस्सा कहब महान ।
जकरा नामे पानि बरसै इन्द्रहुक झुकै कमान ।
।नटिन–(आश्चर्यक भाव व्यक्त करैत)
नाम की थिक प्रेमी युगल के जनिक कीत्र्ति एहन अपार,
नट– जटा जटिनकेर गाथा स प्रिय होइछ जगत उद्धार ।
नटिन– ई त महिला मात्र करै छै,नाचि नाचिकऽबेंग कुटै छै,
नंगटिनी आंगन घैल फैकै छै,गारि सुनै छै,पानि मगै छै ।
नट– एह,अहां त ज्ञानी छीहे, साज बाज ओरिआउ नटिन,
कुटु बेंग उखरि मे ध,आ शुभारंभ करु जट जटिन ।

उखरिमे बेंग कुटबाक उपक्रम ।तकराबाद महिलासभ दू दलमे बंटि जाइछ ।जट बला समूहक महिला सभ माथमे आ डांरमे गमछा बन्हने रहैछ ।दुनू दल परम्परगत शैलीमे एक दोसरके गरामे बांहि धएने आगा पाछा झुकैत चलैत गीतक पहिल मुखरा गबैत अछि । तकराबाद नव शैलीमे जाइत अछि ।

गीत १ महिला समूह

हाली हाली बरिसू इन्नर देवता ।
पानी बिनू पडल अकाल हो राम ।
चौर सुखले, चांचर सुखलै
खेती बारी झारी सुखलै
सूखि गेलै बाबाके जिराते हो राम ।
सूखि गेलै भइया के जिराते हो राम ।।

धोबियाके अंगनामे छापर छुपर पनियाँ
चमराके आंगनमे छापर छुपर पनियाँ
ओहिमे नहाइ पुजारी बभने हो राम ।
धोतियो ने भीजलै जनौओ ने भीजलै २
रचि रचि तिलक लगावै हो राम २
भीजले तीतले हवेलिया ढुकलै २
बहुओ लेलक लुलुआइये हो राम २
रांडी मौगिया हरवा जोतै छै २
पानी विनू पड़लै अकाले हो राम २

दयो नहि लगइ छ हो इन्नर लोक
मयो नहि लगइ छ हो इन्नर लोक
पानी विनू पड़ल अकाले हो राम ।

हाली हाली बरिसू इन्नर देवता २
पानी विनु पडल अकाले हो राम २
निरसू के धीया पूता मांड ले कनइ छै
खुद्दी ले कनइ छै, अन्न ले कनइ छै
पानी बिनू पड़ल अकाले हो राम ।

गीत १ समाप्त भेलाक बाद मंच पर अन्हार । प्रकाश अएला पर महिला सभ समूह मे नचैत गबैत ।

गीत २ महिला समूह

एगो छलै जट, एगो जटिनियाँ।
दुनूमे हो गेलइ परेमे हो राम ।
दुनूके विआह केना रचैवै बसेबै
हो गेलै माइ बापके विरोधे हो राम ।

नगाडा बजबैत एक दिशसं नटक प्रवेश । दोसर दिशस नचैत नटिनक प्रवेश । वीच मे आबि ठमकि जाइछ । नगाडा पर जोरस लकडी बजारि नट गबैत अछि ।
नट– एक्कै देश, एक्कै परगन्ना जट आ जटिन,
जट गामक सुधुआ मनसा दोसर तेहने नटीन ।
नटी– (नृत्य रोकैत)
की बजलहुं अहां फेरसं बाजु चुगली परोक्षे पीठ,
अहां पुरुष के इएह ऐब अछि सदिखन नारी पर दीठ ।
रुसि जएबाक अभिनय
नट–(मनबैत) जटक हयत विआह, प्रशन्न छी, हमर ने अहित मनसाय,
आयल वरियाती साज वाज देखि जटिनक माय पछताय ।

गीत ३ समूह

जटक पक्ष हम अनलियै आजन बाजन, आब करु वियाह, २
सांवरि गेरुली, कऽ दियौ जटाके बियाह २

जटिन पक्ष आगि लागो आजन बाजन, नहि करबौ वियाह, २
साँवरि गेरुली, मोर गौरी रहि जइती कुमारि २

जटक पक्ष बज्जर खसौ हाथी घोडा, बज्जर खसौ बाजार २
सांवरी गेरुली नहि करवौ जटिनसँ वियाह
सांवरी गेरुली रहि जयतौ गौरी कुमारि ।

जटिनक पक्ष कहाँ रे पयबै, कहाँ रे पयबै, डलवाके साज २

सांवरी गेरुली मोर जटिन रहतै कुमारि २

अन्हारक वाद प्रकाश । प्रकाशक धेरा नट पर ।
नट– भेल विआह जटिन सासुर चललीह,सभ कें आंखि नोरायल,
बाबा देहरीक शान ने भेटलै लगले जटिन अकुलायल ।

गीत ४

जट लबिकऽ चलिहें गे जटिन लविकऽ चलिहें गे ।
जइसे लबे काँच करचिया वइसे लविकऽ चलिहैं गे ।।

जटिन नहिये लबबौ रे जटा, नहिये लबवौ रे ।
हम तऽ बाबाके दुलारि धिया ऐंठिके चलबौ रे ।

जट लविकऽ चलिहें गे जटिन लविकऽ चलिहें गे ।
जइसे लबइ बेंतके छड़िया, वइसे लविकऽ चलिहें गे ।।

जटिन ऐंठिकँ चलबै रे जटा एंठिक चलबौ रे ।
हम त बाबाके दुलारि धीया, तनिकऽ चलबौ रे ।।

जट डइनियाँ देखतौ, गुनमा फेकतौ, मारिये देतौ गे ।
आगे बाबाके समपतिया जटिन, के भोगतौ गे ।।

अन्हार÷प्रकाश । खाट पर जट जटिन सुतल ।

गीत ५

रामा रहे लागलै जटवा जटिनियाँ हो ना ।
रामा कहियो काल होबे खन खनियाँ हो ना ।।
रामा एक दिन भोरुका कहनियाँ हो ना ।
रामा लड़इ लगलै जटवा जटिनियाँ हो ना ।।

पुनः अहार । प्रकाश । खाट पर जट सुतल । जटिन उठल
मुदा आंचर जटवाक हाथ मे ।
गीत ५ (दोसर भाग)

जटिन भोर भेलइ रे जटा भिनसरवा भेलइ रे
कोइली बोललै रे जटा कोइली बोललै रे
जटवा छाड़ि देही अंचरवा
हम त अँगना बहारबै रे ।।

जट मैया वहारतै गे जटिनियाँ, बहिनियाँ बोहारतै गे ।
जटिनी आजुके रोहिनियाँ हम तऽ पलंगवे गमैबे गे ।।......
जट हमे तोरा पुछियौ गे जटिनीक
दिल से गे, जटिन परेम से गे ।
झुमका कहाँ हेरइले गे ?

जटिन सारी राति रे जटवा, तोहरे बिछौनमा रे
जटवा तोहरे लगीचवा रे !
जटवा भिनुसरवामे तोहरे मैया चौरौलकौ रे ।.....

जटिन टिकवा जब जब मंगलियौ रे जटा, टिकवा काहे ने लौले रे ।।
अरे वाली उमरिया रे जटबा, टिकवा काहे ने लौले रे ।।
जट टिकवा जब जब अनलियौ गे जटिन, पौतीमेकऽ धएले गे ।
तोहर वाली उमरिया गे जटिन, टिकवा काहे न पेन्हले गे ।।
जटिन हँसुली जब जब मंगलियौ रे जटा, हँसुली काहे ने लौलें रे ।
हमर वाली समैया रे जटबा, हँसुली काहे न लौले रे ।
जट हँसुली जब जब अनलियौ गे जटिन, तक्खापरकऽ धएले गे
तोहर वाली समैया गे जटिन, हँसुली काहे न पेन्हले गे ।

अन्हार । प्रकाश नट पर ।
नट – जट जटिन के वीच मे भैया खटपट बझल बेजोड
बाबा के दुलारी धीआ, मनबय जट पुरजोड ।

गीत ६

जटिन धनमा कुटइते जटवा, मारलक मुसरवेके मार ।
सेहो विरोगवे रामा जाइ छियै नैहरवा
जट निम्मन निम्मन टिकवा जे लैलिये जटिन ले
सेहो जटिनिया छोड़ि नैहरबा तों जाइ छे ।
जट चीनमा छिटलियौ गे जटिनियां चीनमा छिटलियौ ।
तू जाइ छै नैहरवा चीनमा के कटतै गे ?
जटिन मैयो कटतौ रे जटवा बहिनियां कटतौ रे ।
अबरी रे समइया हम त नैहरे गमैबै रे ।।
जट घिउरा फड़लौ गे जटिन, झिगुनी फड़लौ गे,
तू चल जेबही नैहरवा, घिउरा के बेचतौ गे ?
जटिन मैयो बेचतौ रे जटवा, बहिनियां बेचतौ रे ।
अबरी रे समइया सखी संग झूमर खेलबै रे ।।

अन्हार । पुनःप्रकाश नट पर पडैत ।

नट– लाख मनौलक जिद्दी जटिन, नैहर डेग बढौलक,
नदीक धारमे पारक चिन्ता मलहवा के गोहरौलक ।

गीत ७

जटिन भैया मलहवा रे, नइया लगादे नदियाके पार
थारी देबै एवा खेवा लोटा देबौ इनाम
भैया मलहवा रे उतारि दही झिमनापुरके घाट
मलाह नहि हम लेबौ एवा खेवा, नहि लेबौ इनाम ।
बहिनी बटोहिनी गे, खोजिले गे दोसर घटवार ।

जटिन खसी देबौ एवा खेवा, पाठी देबौ इनाम ।
भइया मलहवा रे, उतारि दही झिमनापुरके घाट ।

मलाह नहि लेबौ हम एवा खेवा, नहि लेबौ इनाम ।
बहिनी बटोहनी गे, खोजि लेही दोसर घटवार ।

जटिन बड़ दुखछल छी, नैहरा जाइ छी
जटा से खाइके मार ।
कल जोडैÞछी, गोर पडैÞछी, हमरा करि दिए पार ।
भइया मलहवा रे, नइया लगादे नदियाके पार ।

मलाह तोरा देखि कऽ माया लगै,
जिया फाटइ हमार ।
जे कइलें से नकि नइ कइलें,
चलें करि दियौ पार ।
जटिन भइया मलहवा रे, नइया लगादे नदियाके पार ।
बहिनी बटोहनी गे, चलें करि दियौ पार ।

अन्हार । पुनःप्रकाश नट पर पडैत ।

नट– नटिन वियोगे छटपट जटवा, सभ किछु सुन्न लगैछै,
अपने घर छै काट छुटल, पल पल मन पडै छै ।

गीत ८

जट हाथी पर के हौदा बिकाय गेल गे जटिन, तोरे विनु
तोरे बिनु हमहुँ वेकल भेलौं गे जटिन, तोरे बिनु
तोरे बिनु महल उदास भेल गे जटिन, तोरे बिनु
तोरे बिनु अंगना मे दुभिया जनमि गेल, गे जटिन,

सेजिया पर मकड़ा बिआय गेल गे जटिन, तोरे बिनु

अन्हार÷पुनः प्रकाश । नट पर पडैत ।

नट–रुसि क भागलि जटिन प्रिय,जट वेकल बहुरायल,
एम्हर खोजए, ओम्हर खोजए, नाना भेष बनाएल ।
नटी–इहे होइछै मनसाके बानी,अपने करम पछताबे ।
घरबाली पर हुकुम चलाबे,लक्ष्मीके ठोकराबे ।
नट–ठीक कहै छी नटी हमर,अहां सदृश कत्त पाएब,
जटबा छै अबोध प्रिय,अहां घर छोडि नै जाएब ।

गीत ९

जट __सुन मोर जोगिया, सुन मोर भाइ
इहो नगरमे जटिन मोर आइल ?
सुनमोर भइया, सुन गे दाइ,
यही नगरमे जटिन मोर आइल ?

मोसाफिर __सुनमोर जटवा, सुन मोर भाइ,
इहे नगरमे जटिन नहि आइल ।

अन्हार । प्रकाश

गीत १०

जट __दही लेब ? दही लेब ? मिठगर दही लेब ?

गामक स्त्री तोर केकर औंटल दूधवा ?
तोर केकर पौरल दहिया,
तोहर सड़ल गन्हाय छौ दहिया
तोहर खट्टा महकौ दहिया ।

जट __सास ससुरकें औंटल दूधवा
माय, सांची दूधके दहिया
माय, बड मीठ लागै दहिया,

ग्रामीण स्त्री अगे नहि लेबौ, नहि लेबौ
तोहर कोय ने पुछै छौ दहिया ।
सिपाही हमहूँ त छियै गुवालिन, मालिकके सिपाही

मारि डण्टा, फोड़ि के कोहा, खाय लेव दहि दूधवा ।
जट –इहो मत जानिहे सिपाही असगर गुवालिन
मारि कोहा तोड़व थुथना,
राति रहौं कुंजवन, दिन बेचौं दहिया,
घेघा सिपाहीके नइ देब दहिया
कोय ले गे गहिकी बेची दहिया ।

अन्हार प्रकाश

गीत ११

जट –ससुरे भैसुरे मोर जाल बुनै ना
अकसर बलमुआ मोरा माछ मरैना ।
माछ ले हे, माछ ले हे, गहिकी बेटी,
माछ ले हे, माछ ले हे ।।

ग्रामीण स्त्री आहे कौने मछरिया केर गोढिन हे ?
जट –आहे रेहुआ मछरिया केर गोढिन हे ।
ग्रामीण स्त्री आहे गहुम के कै खूटे माछ देवय हे ?
जट –आहे, गेहुमा के तीन खूटे माछ देवय हे ।
ग्रामीण स्त्री –तोर मछरी बनबै नइ जानियौ
धुए नइ जानियौ,
खबैयाके खियावै नइ जानियौ
धियापुता परबौधै नइ जानियौ
गोढिनियां गे ।

अन्हार । पुनः प्रकाश नटपर ।

नट– खोजि खोजिकऽ थाकल जटवा जटिन विनु मुरझायल,
तखने नजरि पर अएलै जटिनिया, असली रुप मे आयल ।
नटी– की बुझलिऐ जटिन ओकरा हपसि क धरतै ना ।
मनमे गरल दरद छै नटबा, दुर दुर करतै ना ।

गीत १२

जटिन दूर दूर रे जटा । दूर रहिहें रे जटा
सड़ल चाउर रे जटा ।
राख छाउर रे जटा ।
सड़ल तीमन रे जटा ।
दूर रहिहें रे जटा । दूर रहिहें रे जटा ।

जट दूर दूर गे जटिन । दूर रहिहें गे जटिन ।
सड़ल चाउर गे जटिन ।
राख छाउर गे जटिन ।
बसिया रोटी गे जटिन ।
सड़ल तीमन गे जटिन । दूर रहिहें गे जटिन ।
चोटिया गुहइते चलि अबिहें गे जटिन ।
सेजिया सजैबते चलि अबिहें गे जटिन

जटिन जुलफी सम्हारैत चल अविहें रे जटा ।
धोतिया पेन्हैत चल अबिहें रे जटा ।

अन्हार । पुनः प्रकाश नट नटी पर
नगाडाक धुन पर कनेक काल दुनू नचैत
नट– कहैछै जे एहिना होइछै सांइ बौह के झगडा
बीच मे पडि कऽ गामक लोक अनेरे बनैए लवडा ।
नटी– अपनो घर त सएह हाल अछि,अनका कोन उपदेश
जटिनके दुलरुवा जटबा,आब चलल परदेश ।

गीत १३

जट मोरंग मोरंग सुनियै गे जटिन,
मोरंग हमरा जाये दही गे जटिन ।
मोरंग से हँसुली लऽ अयवौ गे जटिन
तोहरे पहिराए हम देखब गे जटिन ।

जटिन मोरंग मोरंग सुनियौ हो जटा
मोरंग देस जनु जाहु हो जटा
मोरंग के पनियां कुपनियां छै हो जटा
लागि जयतौ कोढ करेज हो जटा ।
उलटियो ने आवे देतौ हो जटा
पलटियो ने आबे देतौ हो जटा
रहि जाही रे जटा नैना के हजूर ।

जट तोहरे ले लेवौ जटिन मोरंग से टिकवा
ओही मे झमकाइ तोरा देखव से जटिन
मोरंग हमरा जाय दही गे जटिन ।
मोरंग हमरा जाय दही गे जटिन ।

जटिन अते जे कमैले जटा की भेलौ ना

सुनु मोर जटवा,
जटिनके मंगवा उदास लागे ना

जट टिकवा जब जब लौलियौ गे जटिन
टिकवा काहे ने पेन्हले गे
जटनी गे सभामे ललचौले गे
टिकवा विनु ।

जटिन जाहो ते जाहो रे जटवा, देस रे विदेस,
मोरंग क टिकवा लेने आवहु हो रा

अन्हार । पुनः प्रकाश नट पर ।
नट– मान मनौबल कऽ कऽ जटवा गेलै मोरंग कमाय,
एम्हर बेटा भेलै वेमार,जटिनियां वैद्यसं पुछए उपाय ।

गीत १४

जटिन रघुदासके अँगा टोपी, रघुदासकँ अंगा टोपी
तोहरे देवौ रे बैदा, तोहरे देवौ रे वैदा
रघुदास के दियौ न जिआय ।

वैद रघुदासके अंगा टोपी, रघुदासके अंगा टोपी
हमे की करबै गे दिदिया, हमे की करबै गे दिदिया
रघुदास तँ सडले गेन्हाय ।

जटिन रघुदास के हाथके बलिया, रघुदासके हाथ के बलिया
तोहरे देवौ रे वैदा, तोहरे देवौ रे वैदा
रघुदास के दियौ ने जिआय ।

वैद रघुदास के हाथ के बलिया, रघुदासके हाथ के बलिया,
हमे की करबै गे दिदिया, हमे की करबै गे दिदिया
रघुदास त सड़ले गेन्हाय ।

अन्हार । पुनः प्रकाश नट पर ।
नट– बेटवा भेलै चंगा, मनमे जटवा बसलै ना,
जटवा के वियोगे जटिनियां अहुरिया काटै ना ।
नटी– चललै पिया उदेश जटिनियां,दर दर भटकै ना,हो रामा,दर.....
कोने पापे पिअबा बिछुडलै कि दुनियां बिजुबन लागै ना,हो रामा,दर....।
गीत १४ क( थपल गेल)
जटिन हे रे सोनरबा भाय, कही दही जटबाके उदेश
जहिया से गेलै निरदैया, नै कोनो संदेश

पल पल काटे राति अन्हरिया,दिनो लगे भयाओन
नै चाही मंगटीका कंगना,पिअबा अपन सोहाओन ।
हे रे.........।
सोनार हे गे जटिनियां दाय,छोड जटके आस,
गरबा जोखि जोखि हंसुली पेन्हैबौ,चल हमरे साथ ।
जटिन हे रे सोनरबा भाय,रे अगिया लगैबौ तोरे हंसुलिया
बजर खसैबौ तोरे साथ ।
रे मोर पटा पुरबे नोकरिया
रहबै पटे के आस ।
बरह बरस हम आंचर बान्हि रहबै
रहबै जटे के आस ।
रे तोरास सुन्नर हमरो जटबा
ब्टिया चलैत लचि जाय
रे तोरास सुन्नर हमरो बलमुआ
चन सुरुज छपि जाए ।

थाकि हारि क जटिन अपन घर आबि जाइत अछि ।ओसारा पर ओगठि जटक स्मरण करैत हिंचुकि हिंचुकि कानए लगैछ ।

गीत १५

जटिन जाहि बाटे पियवा गेलै, दुभिया जनमि गेलै
बटिया जोहइते वीजूवन लागल रे की । आहे मइया ।
पियवा मोरंग गेलै, हमरा से कही गेलै, आहे दिदिया ।
फूल लागल कंगना लेने अइथिन हो राम ।
मांगे के टिकबा लेने अइथिन हो राम ।
रचि रचि जटिनके पेन्हयथिन हो राम ।
जट बिनु लागे दुनियाँ अन्हारे हो राम

बेटा सेहो घरस बाहर आबि माय संगे हिंचुक लगैछ । तखने दहिन कातस माथपर मोटरी लेने जटक प्रबेश । लगमे आबि घरबाली आ बेटाके एकटक देख लगैछ ।प्रकाशक घेरा दुनू पर फूट फूट पडैत छैक ।दुनू चरित्र स्थीर भ जाइछ । प्रकाशक घेराक संग नट नटिनक प्रबेश ।

(नट नगाडा के सुर तालमे बजबैछ । नटिन सुरताल पर नाच लगैछ । नट के चारु कात गोल घेरामे नटिनक नृत्य )।
नटी वारह बरिस पर पिअबा अएलै दुअरिया हे
जटिन के खातिर ।
त्यागी देलकै मोंरंग नगरिया हे ।
जटिन के खातिर ।
नट चलियौ ने आब नटिन अपन एकचरिया हे ।

जटिन के खातिर ।
चमक दियौ मिलन के इजोरिया हे
जटिन के खातिर ।
दुनु नचैत नचैत मंचस बाहर चलि जाइछ ।आब स्थीर चरित्र चलायमान भ उठैछ । ओम्हर प्रकाशक घेरामे जटिन अकानैत जटक लग अबैछ । खुशी सं आंखि छल छला जाइछ । पयर पर झूकि प्रणाम करैछ । माथ परक मोटरी, छाता लऽ घर दिश बढि जाइछ । जट बेटा के छातीस सटा लैछ । जटिन पानि लऽ अवैत अछि, जट पयर पखारैछ । दुनू एक दोसराके आगां ठाढ भऽ नोरायल आंखिए एक दोसराके देखैत अछि ।
गीत नं.५ क एक टुकडीक पुनरावृति होइछ ।

गीत ५के पुनरावृति

जटिन टिकवा जब जब मंगलियौ रे जटा, टिकवा काहे ने लौले रे ।।
अरे वाली उमरिया रे जटबा, टिकवा काहे ने लौले रे ।।
जट टिकवा जब जब अनलियौ गे जटिन, पौतीमेकऽ धएले गे ।
तोहर वाली उमरिया गे जटिन, टिकवा काहे न पेन्हले गे ।।

जट जेवीसं लाल डिव्बा निकालैत अछि । ओकरा खोलि मंगटिका बहार कऽ जटिन कें पहिरा दैछ । दुनू नृत्य मुद्रा मे आवि जाइछ ।

गीत १६

आरे बाली उमेरिया रे जटबा
टिकबा हम पहिरलौं रे
टिकबा हम पहिरलौं रे रे जटबा
टिकबा हम पहिरलौं रे
आरे बाली उमेरिया रे जटबा
टिकबा हम पहिरलौं रे

नचैत नचैत जटिन,जटक बांहिमे आबि जाइत अछि । दुनू प्रिज भऽ जाइछ ।
अन्हार

२

**बेचन ठाकुर**

बेटीक अपमान

**बेचन ठाकुर**

नाटक बेटीक अपमान-

(दृश्य छठम)

(स्थान- हरिश्चन्द्र चौधरीक घर। हरिश्चन्द्र चौधरी एकटा गरीब किसान छथि। हुनक पत्नी राधा देवी छथि। हुनका दर-दुनियामे एक्के गोट बेटी शालिनी अछि। हरिश्चन्द्र चौधरी निपुत्र छथि।)

हरिश्चन्द्र- यै शालिनी माए, हमरा लोकनि भगवानकेँ की बिगारलियन्हि जे ओ अपना सभकेँ एगो आ सिरीफ एगो बेटीएटा दए भाभट समटि लेलनि।

राधा- एहि बातक हमरो बड़ छगुन्ता लागि रहल अछि। भगवानक महिमा अगम अथाह अछि। केकरो बोरे-बोरे नून, केकरो रोटियोपर नहि नून।

हरिश्चन्द्र- खाइर छोड़ू, माथा पेच्चीबला गप-सप्प। भगवान जएह देलनि सएह बहुत। ओनो हम बड़ गरीब सेहो छी। जदि भगवान हमरा बेसी धिया-पुता दइतथि तँ हमरा ओकर पतिपाल नहि कएल होएतए। मात्र तीनि परानीक पेट तँ पहाड़ बुझाइत रहैत अछि।

राधा- यै शालिनी बाप, जे भगवान मुँह चीरैत छथिन्ह ओ आहारक जुगार अवस्स करैत छथिन्ह। शालिनीकेँ पनरह सोलह बरख भए गेल। मुदा दोसर संतानक कोनो उम्मीद नहि देखए पड़ैत अछि। जबकि कतेकोकेँ देखैत आ सुनैत छी जे अल्ट्रासाउण्डसँ जाँच करए बेटीकेँ गिरबौलनि, सुइया-दवाइसँ गर्भ नाश करौलनि इत्यादि। मुदा हमरा भगवान।

हरिश्चंद्र- यै शालिनी माए, गर्भपात बड घिनौना काज थिक, बड पैघ पापीक काज थिक। ओहि जनानीकेँ धौजनि-धौजनि भए जाइत अछि कोनो करम बाँकी नहि रहैत अछि जे गर्भ नाश कराबेत अछि। कतेको जनानी एहि बेत्थे सुरधामो चलि जाइत अछि।

राधा- रामक नाम लिअ, छोड़ू ई कुकर्मक गप-सप्प यौ, अपन शालिनीकेँ गरीबीक कारणे पढ़एल-लिखाएल तँ नहि होएत। मुदा घर-गृहस्थी तँ जरूर सीखए देबैक।

हरिश्चंद्र- यै शालिनी माए, अहाँ बुच्चीकेँ पढ़ाबए लेल हिम्मत किएक हारैत छी? कोशिश नहि छोड़ू शालिनी दाइक पढ़ाइ बास्ते हम यथासंभव पूर्ण कोशिश करब। आगू सरस्वती माताक किरपा। अपन करम करी फलक चिन्ता जुनि करी।

पटाक्षेप

दृश्य सातम-

(स्थान- दीपक चौधरीक घर। वार्ड सदस्य प्रदीप कुमार ठाकुर दीपक चौधरीक घर घुमैत- घुमैत पहुँचैत छथि। दुआरिपर कियो नहि छथिन्ह।)

प्रदीप- दीपक बाबू! दीपक बाबू! दीपक बाबू।

दीपक- (अन्दरहिसँ) हँ हँ के थिकहुँ? आबि रहल छी। कने बैसु श्रीमान् भात परसाबैत छी। हइए शीघ्र आबि रहल छी।

दीपक- परणाम सर।

प्रदीप- परणाम् परणाम। कहु दीपक बाबू की हाल चाल?

दीपक- सर, हाल-चाल करीब-करीब ठीके जकाँ अछि मुदा।

प्रदीप- मुदा की।

दीपक- बड़का बेटाक बिआह कने जल्दीए क' लिअ सुनलहुँ, अहाँक बड़का बेटा दिल्लीसँ बढ़िया पाइ-कौड़ी पठाबैत छथि।

प्रदीप- दीपक बाबू, अहाँक परिस्थिति देखि हम सलाह दैत छी जे अहाँ बड़का बेटाक बिआह कए लिअ। दीपक बाबू! ई चानन फटक्का कहियासँ यौ। ई तँ हम ध्याने नहि देने रही।

दीपक- सर, यएह हालहिसँ। पत्नीक मृत्युक पश्चात् हमर मोन बदलि गेल। पियोर बाबाजी तँ नहि, गृहस्थौआ बाबजी बनि जेबाक निर्णए कएलहुँ, की अहाँकेँ खराबो लागि रहल अछि?

प्रदीप- नहि यौ। हमरा तँ बड नीक लागि रहल अछि बाबाजी बननाइ कोनो खराब बात अछि, बड़ नीक बात अछि। सिरिफ एकटा हमर विनती अछि जे बाबाजी धर्मक पूर्ण पालन करब आओर मरितहु दम धरि भ्रष्ट नहि होएब।

दीपक- सर, अपने बड अनुभवी व्यक्ति थिकहुँ। एहेन अनुभवी व्यक्ति ओ वार्ड सदस्य आइ काल्हि भेटब कठिन। सर, हम अपनेक प्रत्येक सलाहकेँ पूर्ण करबाक हार्दिक प्रयास करब।

प्रदीप- दीपक बाबू, आब चलबाक आज्ञा देल जाउ। जय राम जी की। (उठि कऽ प्रस्थान)

दीपक- जय राम जी की। (उठि कऽ) हम चाहैत छी जे शुरूए लगनमे मोहनक बिआह कऽ ली। कने कम्मो सम्मो दहेज भेटत तँ कोनो बात नहि। मुदा कुल कन्या नीक होएबाक चाही।

पटाक्षेप-

*अंक दोसर*

*दृश्य पहिल अगिला अंकमे देल जाएत- सम्पादक*

१.**धीरेन्द्र कुमार- जगदीश प्रसाद मंडलक कथा-संग्रह- 'गामक जिनगी'पर धीरेन्द्र कुमारक दू शब्द** २. अनमोल झा- ४ टा लघुकथा

१

**धीरेन्द्र कुमार**

**जगदीश प्रसाद मंडलक कथा-संग्रह- 'गामक जिनगी'पर धीरेन्द्र कुमारक दू शब्द-**

'गामक जिनगी' संपूर्ण रूपसँ गामक समस्यापर आधारित आ ओकर समाधानक दिशापर रचित जगदीश प्रसाद मंडल जीक कथा संग्रह अछि।

समस्त कथा संग्रहमे उन्नैसटा कथा अछि। वर्तमान कथा प्रवाहसँ भिन्न कथा-प्रवाह अछि। वर्तमानमे समस्याक प्रवाह अछि। कथाकार समस्याकेँ सोझा राखि पाठक माने समाजकेँ बोध करबैत अछि। समाधान ताकक दायित्व पाठकपर होइत अछि। यर्थाथक नाङटि चित्रण मानवीय कुरूपता, असंवेदनशीलता आ साहित्यक नामपर अश्लीलता पसरल जाइत अछि ओतहि प्रस्तुत कथा संग्रह गाममे पसरल छोट-छोट वस्तुक उपयोगितासँ समाजक समस्याक समाधान प्रस्तुत करैत अछि- भैँटक लावा, विसाँढ़, पीरारक फड़। हिनकर कथा मोनमे कचोट नहिं वरन् उन्मुक्त आ आशात्मक सनेस दैत अछि। आजुक कथा जकाँ दमघोटू वातावरण तैयारि नहिं करैत अछि वरन् भोरूका स्वच्छ हवा प्रदान करैत अछि- बोनिहारिन मरनी, ठेलाबला, रिक्शाबला, घरदेखिया।

वर्णनात्मक शैलीमे समस्त कथा अछि। कथाकार समस्याकेँ पकड़ब, उठाएब आ समाधान दिश लऽ जेवामे सिद्धस्त छथि। कथामे अविछिन्न प्रवाह अछि कतहुँ कथा संयोजन ठमकल नै भेटत। कथाक उद्‌गम होइत अछि ओ बढ़ि जाइत अछि।

कथाक आवश्यक तत्वमे जे आवश्यक तत्व होइत अछि से अवस्से भेटत। शीर्षक कतहुँ असम्बद्ध नहि भेटत।

उल्लेखनीय कथा अछि- 'घरदेखिया। लुखियाक जिज्ञासा आ भलमनसाहत प्रसंसनीय अछि कथाक प्रवाह अविचल अछि आओर संपूर्ण कथामे आगाँ की हेतै से सदिखन लागल रहैत अछि। कथामे एहि तत्वक आवश्यकता मानल जाइत अछि। घरक एक-एकटा ओरिआओन, घरक हालति आ लुखियाक प्रयास सहज अछि। कतहुँ नाटकीयता नहिं झलकैत अछि। मिथिलाक हसी-मजाक कथाकेँ मिथिलाक माटि-पानिसँ सम्वद्ध कऽ दैत अछि।

लुखिया समैधसँ पाइ लऽ कनियाँ आनक पक्षमे नहिं अछि तैँ ओ बजैत अछि- ''ककरो बेटीकेँ पाइ लऽ कऽ अपन घर नै आनब।'' नागेसर अइ पक्षमे नहि छथि मुदा भौजीक कहल काटब ओकरासँ संभव नहि अछि। कथाक समापन अहि उक्तिसँ अछि। समापन नागेसरकेँ झकझोड़ि दैत अछि। कथाकार ई स्पष्ट करैत अछि जे नागेसर की करताह? मुदा लुखियाक कथन आजुक समाजक लेल सोचनीय उक्तिक रूपमे प्रश्नवाचक अछि। कथाक ई उत्कर्ष अछि आ पाठककेँ आकर्षणमे बान्हि लैत अछि।

कथाकार ग्राम्य जिनगीक चित्रणमे माहिर छथि आ हुनका ग्राम्य-जीवनक अनुभवक बखाड़ी छन्हि। कुम्हारक सामग्रीक विवेचन देखल जाए- 'कूड, हाथी, ढकना, कोशिया, दीप, पांडव, गणेश, लछमी, मटकूर, छांछी, डाबा, घैल, सामा-चकेबा, पुरहर, अहिवात, कोहा, फुच्ची, सीसी, सरबा, सीसी, भरहर, आहूत, धुपदानी, पात्तिल, तौला, मलसी....।' ओहिना बावी कथा मिथिलाक पर्व त्योहारक विस्तृत आख्यान अछि। कखन कोन पर्व होएत ओकर विधि-विधान बावीक माध्यमसँ व्यक्त होइत अछि। सभसँ आश्चर्यक गप्प जे सजीव चित्रण कथाकार केने छथि। कथाक अंतमे ई नै बुझना जाइए जे हम छठि पावनिक घाटपर उपस्थित नहि छी। छठिक मर्यादा आ शुद्धतापर सभसँ बेसी धियान देल जाइत छैक तैँ ओहु घटनाकेँ कथाकार पकड़ि नेने छथि।- ''बाबी देखथुन जे ई छौँड़ा तेहन अगिलह अछि जे हाथीकेँ पटकि देलकै। ई तँ गुण भेल जे एकेटा टांग टुटलै नै तँ टुकड़ी-टुकड़ी भऽ जाइत।''

प्रस्तुत कथा संग्रहमे सभ कथा अपन-अपन विशेषता रखैत अछि आ सभ कथाक समस्या भिन्न अछि। सबहक समाधान अछि। कथ्य भिन्न आ वस्तु विशेष नव-नव।

कथाक शीर्षक कथासँ संबंधित आ भाषा जन- जनभाषा अछि। अधिसंख्य लोक जे भाषा बजैत अछि टीसनपर, हाटपर, यात्रामे, गाममे आ घरमे, से भाषाक प्रयोग अछि। विषय-बस्तु आ भाषा बीचक संबंध ई स्पष्ट करैत अछि जे कथाकार जमीनी हकीकतकेँ उपस्थित केलनिहेँ। मैथिली साहित्य लेल ई एकटा सौभाग्यक बात थिक।

हँ बूझि पड़ैत अछि जे कथाकारकेँ पुस्तक प्रकाशनक धड़फड़ी रहै वा प्रुफरीडरक हड़बड़ी जाहि कारणे किछु शब्द अनगढ़ अछि। कथामे सूक्रि वाक्य, सैद्धांतिक वाक्यक संरचनासँ प्रेमचंद अवस्य स्मरण होइत अछि मुदा, मुहावरा आ लोकोक्तिक अभाव सेहो भेटैत अछि।

कथामे वर्णनात्मक शैली रहितहुँ कतओ कतओ कथाकार कथोपकथनक प्रयोग सेहो केने छथि। कथाक विश्वसनीयता आ साधारणीकरण प्रक्रियामे आवश्यक तत्व एकटा एकरो अहमियत होइत अछि मुदा कथाकारकेँ हम सचेष्ट करए चाहब जे पात्रक भाषा पात्रक शैक्षिक स्तरसँ सम्बद्ध रहने, ओकर मानसिकता, परिवेशसँ मेल खाइत होमक चाही।

कथाकारकेँ हम धन्यवाद देवनि जे हिनकर कथा रातिक बाद अकासमे चमकैत भोरूकबा अछि। जयशंकर प्रसादक शब्दमे- "तुमुल कोलाहल कलह मे, मैं मलय की बात रे मन।" अछि।

२



अनमोल झा

४ टा लघुकथा

**समाज**

ओ अपने बेचारा गृहस्थ आदमी छला। बेटा सभ बाहर कमाइत छलनि मुदा तेहन स्थिति ठीक नहि छलनि। तथापि भगवानक दयासँ सभटा ठीके ठाक चलि जाइत छलनि।

कखन ककर कोन गति हैत से भगवाने जनैत छथि। आ से बेचारा जाहियासँ पुतहु फाँसी लगा मरि गेलनि, आ बेटी बला हिनका सभो गोटापर केश ठोकि देलक, तहियासँ कोट; कचहरी आ दरभंगा पटना करैत करैत पायरक एँड़ीक सङ हाथक स्थिति सेहो खराप भऽ गेलनि।

समाज बड़ पैघ होइत छैक, हम सभ पढ़नेहो छी जे मनुष्य एक सामाजिक प्राणी थिक, ओकरा यदि जंगलमे सभ सुख सुविधा दऽ देतै आ समाज सँ सम्पर्क नहि रहए देतै तँ ओ नहि टीक सकत। तै समाजक एकटा अपन अलग महत्व आ मर्यादा छैक। बेर कुबेर सभमे समाजे समाजक काज दैत छैक। आ से हिनको हठात किछु पाइक काज पड़लनि। अपन डॉड़ मुट्ठी तँ पहिने खाली भऽ गेल छलनि। गेलाह घरक सटले, दू चारि घरक बाद इंजिनियर साहेब ओतए। दस हजारक याचना केलनि आ ओ कहलखिन हमरा हाथपर नहि अछि, बहुत दिन रहि गेलउ गामपर, हमारा काल्हि जाइत छी काजपर ओतएसँ पठा दैत छी। आ ओ गेलापर ठीके पाइ आएल रहै इंजिनियर साहेबक बाबू नामे।

जखन ई आनए गेलाह तँ हुनकर बाबू गाछ तरक खेतक कागत बना ओहिपर औठा देमए कहलखिन! बेचारा ओ कजरौटी आ सादा कागत देखि आर एकटा चिंतामे फँसि गेल छलाह..........!!

रिटर्न

- कहलउ ने बाबू, एहिसँ बेसी पाइ हमरा बुते नञि देल पार लागत। बाहरक खर्चा, धीया-पुताक पढ़ाइ-लिखाइ आ ताहिपर ई महंगी, कतएसँ आनब हम।

- महंगीयेक द्वारे कहैत छियौ ने जे तू जे पठबै छै पाइ ताहिमे गामपर घर नञि चलै छउ।

- चलत किए नञि। कोनो की गामपर धीया-पुता पढ़ै बला अछि जे ओहोमे खर्चा लागत। हमरा तँ सेहो नञि करए पड़ैत अछि।

- जे तोरा आइ करए पड़ैत छउ से हमरा बहुत पहिने करए पड़ल रहए तोरा पढ़ाबैमे। ओ पाइ जे हमारा तखन राखि देने रहितउ तँ निश्चय तोरा सँ नीक रिटर्न भेटितै हमरा। हँ तखन ई जरूर होइतै जे तू मनुक्ख नञि बनितै......!

फर्ज

- आब तँ ई मनीआडर सँ तुरंते पाइ फुँचि जाए छैक। एके आध दिनमे।

- हँ, से की।

- से बाबू कहाँ फोन-तोन केलनि जे पाइ पहुँचलनि की नहि।

- से की करताह ओ फोन, हुनका तँ पाइसँ मतलब छलनि से भेटि गेलनि, बात खतम।

- मुदा हुनका सूचना तँ देमक चाही जे समयसँ पाइ देलकनि डाकपीन की नहि! अहीँ फोन कके पुछि ने लिऔन।

- नहि, एकदम नहि। ई दायित्व हमर नहि छी। हमर दायित्व छल पाइ पठेबाक से हम पठा देलियनि। आब हुनकर दायित्व छनि हमरा सूचना देमक जे पहुँचल की नहि।

- हे, बाप संगे लोक एना अरारि नहि करए अछि।

- अरारि कहाँ, ई तँ हुनकर फर्जक बोध ने करा रहल छियनि। आबो नहि सिखतातँ कहिया सिखता........!

तेल

ओकरा बॉसक बाँहिपर एकटा छोट सन सादा स्पॉटछलै। ओ अपन असिस्टेंटक फाँक समयमे बजेलक आ कहलकै देखहिन तँ ई की छियै।

असिस्टेन्ट ओकर हाथ पकड़ि कऽ घुमाक फिराक, छू कऽ आदि आदि भावे देखलक। आ कहलकै किछु नहीं सर, ई ओहिना किछु छी, दू चारि दिनमे ठीक भऽ जाएत।

बॉस जोरसँ कहलकै हम एकरा दस सालसँ एहिना देखि रहलियैहे आ तू कहै छै जे दू चारि दिनमे ठीक भऽ जाएत?

असिस्टेन्ट आर विश्वाससँ कहलक तखन सर किछु नहि छी, ओहिना किछु भऽ गेल अछि। कोनो चिंताक बात नहि। से सभ रहितए तँ एखन पसरि ने गेल रहितए ई। बॉसकेँ लगलै जे असिस्टेन्ट तेल लगा कए चलि गेल ........!

१.**शिव कुमार झा ''टिल्लू''- किस्त-किस्त जीवन-शेफालिका वर्मा-(समीक्षा)**२.डॉ. बचेश्वर झा-**समीक्षा- (मौलाइल गाछक फूल)**

१

**शिव कुमार झा ''टिल्लू''- किस्त-किस्त जीवन-शेफालिका वर्मा-(समीक्षा)**

साहित्य समाजक दर्पण होइत अछि आ साहित्यकार ओहि दर्पणक शिल्पी। शिल्प जतेक विलक्षण हएत छाया ततेक साफ। कोनो साहित्यक अध्ययनसँ रचनाकारक मनोवृत्ति स्पष्ट होइत अछि। मैथिली साहित्यक संग ई विडंवना रहल जे एहिमे वाल साहित्य, अर्थनीति आ आत्मकथाक विरल लेखन भेल। मात्र किछु साहित्यकार एहि विधामे अपन लेखनीक प्रयोग कएलनि। ओहि विरल साहित्यकारक गुच्छमे एकटा नाम अछि- डॉ. शेफालिका वर्मा।

शेफालिका जीक रचना सभमे पारदर्शिता रहल ओ जे हृदएसँ सोचैत छथि ओकरा अपन कृति उतारि दैत छथि। हुनक रचनामे अन्र्तमनक ध्वनि स्पष्ट सुनल जा सकैत अछि। कतहु अन्र्तद्वन्द्व नहि, कतहु पूर्वाग्रह नहि। हुनक किछु कृति- विप्रलब्धा, अर्थयुग स्मृति रेखा, यायावरी आ भावांजलि पढ़लाक वाद हुनक जीवनक वास्तविक रूपक दर्शन कएल जा सकैत अछि। अपन रचना सभकेँ एकसूत्रमे सहेजि कऽ अपन आत्मकथा लिखलन्हि ''किस्त-किस्त जीवन'' अप्रत्याशित मुदा, प्रासंगिक नाम। जीवनक कतेक रूप होइत अछि, बाल, वयस्क, प्रौढ़.... सुख-दुख, काम निष्काम यएह थिक एहि रचनाक सार। अपन करूणामयी जीवनक बून-बूनकेँ ऑंजुरमे एकत्रित कऽ आत्मकथा लिखलन्हि।

आमुखसँ स्पष्ट होइत अछि जे ओ नित डायरी लिखैत छथि तेँ अपन किस्त-किस्तक अनुभवकेँ वटोरि लेलनि। वाल-कालक गणित विषयक समस्या हो वा संगीत शिक्षक पंडित वाजपेयी जीक व्यवहारक मूक विश्लेषण सभ विन्दुपर पोथिक फुजल पन्ना जकाँ स्पष्ट प्रस्तुति। युवती वएसमे प्रवेश करैत काल कोनो अनचिनहार युवकक नजरि देखि कऽ अपन ब्रह्मास्त्रक (थूक फेकवाक) प्रयोग करैत छलीह। ओना एहि अस्त्रक शिकार विवाहसँ पूर्व ललन बावू सेहो भेल छलाह, जिनका संग ओ दाम्पत्य सूत्रमे बान्हल गेलीह। नव प्रकारक रक्षा सूत्रक विषए मे पढ़ि अकचका गेलहुँ, नीक नहि लागल मुदा, एहिसँ रचनाक प्रासंगिकतापर प्रश्नचिन्ह नहि लगाओल जा सकैत अछि।

प्रवेशिका उत्तीर्ण कएलाक पश्चात शेफालिका जी पढ़ए नहि चाहैत छलीह। ललन बावूक विशेष प्रेरणासँ जहिना- तहिना स्नातक धरि शिक्षा ग्रहण कएलनि। तत्पश्चात् घर-गृहस्थी आ साहित्य साधनामे लीन भऽ गेली। साहित्यमे विशेष योगदानक लेल दरभंगामे डॉ. दिनराजी शाण्डिल्य द्वारा ''विद्या वारिधी'' सम्मानसँ सम्मानित कएल गेली। एहि सम्मानकेँ पावि भाव-विभोर भऽ मिथिला मिहिरकेँ अपन मनोदशा पठौलन्हि। मिथिला मिहिर द्वारा हुनक हस्त-लिपिकेँ यथावत् प्रकाशित कए देल गेल। मिथिला मिहिरक ''होली विशेषांक''मे हिनक रचनाक रचनाकारक नाम देल गेल ''दिन राजी डॉ शेफालिका वर्मा।'' एहि मजाकसँ शेफालिका जी कॉंपि गेली आ 18 वर्खक मौनव्रतकेँ तोड़ि पुन: शिक्षा ग्रहण करवाक लेल आतुर भऽ गेली। परिणाम सोझाँ अछि- एम.ए., पी.एच.डी प्राध्यापक डॉ. शेफालिका वर्मा। अपन सम्पूर्ण जीवनमे प्रेमकेँ जीवाक आधार मानि जीवि रहल छथि- रजनी जी। आरसी बावूक शेफालिका-कोना रजनीसँ शेफाली वनि गेली एहि रचनामे झॉंपल अछि। प्रेमक सभ रूपकेँ अन्र्तमनसँ स्वीकार करव हिनक जीवन दर्शन अछि। राजनीतिसँ दूर रहलीह, जखन की किछु प्रसिद्ध राजनीतिज्ञ हिनका लग नतमस्तक रहैत छलाह। डार्विनवार ''उपार्जित लक्षणक वंशावलि''क आधारपर एना संभव भेल। पिता स्व. मल्लिक साहित्कार आ सरल व्यक्तित्व छलाह। हिनक पति ललन बावू साहित्यकार तँ नहि छलाह परंच शेफालिका जीक साहित्यक सभसँ पैघ पाठक। अपन पति द्वारा निरंतर पग-पगपर संग देवाक कारण हिनका जीवनसँ कोनो शिकाइत नहि अछि। ''जीवनक डोरि फूजि उड़ल व्योममे कातर प्राण मुदा जीवै छी।''

आव प्रश्न उठैत अछि जे हुनक आत्मकथासँ समाजकेँ की भेटत वा की भेटल? कोनो व्यक्ति ओ महान हो वा नहि हो ओकर जीवनसँ शिक्षा लेल जा सकैत अछि। शेफालिका जी तँ मर्मज्ञ छथि जीवनक मर्मज्ञ, साहित्यक मर्मज्ञ आ सिनेहक मर्मज्ञ। पुरूष प्रधान समाजमे नारीक एहेन दृढ़ता देखि वर्तमान कालक बालाकेँ अवश्य नव दिशा भेटत।

हुनक जीवन दर्शनकेँ कण-कणमे समा लेलहुँ, भाषा मनोरम आ प्रवाहमयी अछि।

एतेक अविराम कृति रहलाक पश्चात् एहिमे किछु त्रुटिक दर्शन सेहो भेल। शेफालिका जी अपन जीवनक कचोटकेँ नुका लेली। ओ फूजल मानसिक प्रवृतिक महिला छथि, चरित्र उत्तम मुदा, पारदर्शी। सहज अछि जे एहिसँ हुनका किछु सामाजिक उपहासक अनुभव अवश्य भेल हेतनि। साहित्यकारक रूपमे उपेक्षाक शिकार अवश्य भेल हेती तकर मौन व्याख्या तँ कएल जा सकैत छल मुदा, नहि कएल गेल। भऽ सकैत अछि ओ मैथिल समाजक मध्य कोनो अनुत्तरित प्रश्न नहि उठवए चाहैत छथि। सम्पूर्ण सार अछि जे रचना सारगर्भित ओ सोहनगर लागल। शेष.....अशेष.......।

पोथीक नाम- किस्त-किस्त जीबन

रचनाकार- डॉ. शेफालिका वर्मा

प्रकाशक- शेखर प्रकाशन, इन्द्रपुरी पटना-14

मूल्य- 300टाका मात्र

प्रकाशन वर्ष- 2008

कुल पृष्ठ- 320

शमीक्षक- शिव कुमार झा ''टिल्लू''

जमशेदपुर

२



डॉ. बचेश्वर झा

जन्म- १५ मार्च १९४७ईं

एम.ए.-पी.एच.डी.

पूर्व प्रधानाचार्य,

निर्मली महाविद्यालय निर्मली।

**समीक्षा**

**(मौलाइल गाछक फूल)**

'मौलाइल गाछक फूल'क लेखक श्री जगदीश प्रसाद मंडलकेँ हम साधुवाद दैत छियन्हि जे हिन्दी आ राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अर्हता प्राप्त होइतहुँ अपन मातृभाषाक प्रति अटूट सिनेह राखि मैथिलीमे लेखन करबाक भगिरथी प्रयास कएल अछि। ओना तँ मैथिलीमे अनेकानेक साहिन्यकार लोकनि चेष्टा कएल अछि। हुनका लोकनिक भाषामे फेंट-फाँट भेटल अछि, किन्तु मौलाइल गाछक फूलमे सुच्चा लोकभाषाक प्रयोग भेटैत अछि। प्रान्जल भाषा गमैया भाषाक आगाँ घुटना टेक दैत अछि, जन साधारण अल्पो शिक्षितकेँ गुद-गुदीक संग विषय अन्तस्थलीकेँ छुवि लैत अछि। वैचारिक दृढ़ता एवं हार्दिक मृदुलताक अद्भुत समाहार जगदीश जीमे विरल अस्तित्वक परिचए दैछ। उपन्यासक प्रत्येक लेखपर माने उपकथापर दृष्टि दैत छी तँ स्पष्ट प्रतीत होइछ जे एकर लेखक जेना प्रत्यक्षदर्शी भऽ विषयक निरूपण कएल अछि।

ओना तँ शिक्षाक सीढ़ीकेँ पार कए लेखक कलाक बलवती इच्छा राखि मैथिलीक वाटिकाकेँ पल्लवित-पुष्पित करक भरपूर प्रयास कएलन्हि अछि। गाम ठामक बिलक्षण चित्रण हिनक लेखनीक विशेषता एहि पोथीमे देखल जाइछ। हिनका भाषानुरागीक संग मातृभाषाक सिनेही कही तँ सर्वथा उपयुक्त होएत। एहिमे सामाजक ओहि वर्गक समीक्षा कएल अछि जकरापर आइधरि केओ सोचबो ने कएने छल। माजल ठेंठ गमैआ बोलीक मैथिलीमे समाहित कएने छथि।

हमरा तँ लगैत अछि माए मैथिली लेखकक माथपर चढ़ि कऽ एहन चमत्कारी उपन्यास लिखक हेतु प्रेरित कएल अछि। फणिश्वर नाथ रेणु आ यात्री जीक उपन्यासमे सामाजिक रहन-सहन वैचारिक भिन्नता अर्थाभावक कारणे स्वाभिमानक हनन जौं देववामे अबैत अछि तँ सम्प्रति उपन्यासमे वर्णित घटना आ घटनासँ पात्रक प्रत्यक्ष दिग्दर्शन अति मार्मिक अन्तर मोनकेँ सोचवाक लेल उत्प्रेरित करैछ।

मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे जन्म नेनिहार लेखक एतेक सुन्दर, सुवोध आ सुगम्य ढंगसँ विषएकेँ निरूपित कए पाठकक जिज्ञासाकेँ अन्त धरि बढ़बैत गेल छथि जे चिक्कन, चोटगर आ चयन लेल वाध्य करैत अछि। मैथिली साहित्याकाशक ई ज्योर्तिमान नक्षत्र सदृश उद्भूत भऽ मैथिली साहित्यक भंडारकेँ समृध्द्ता अनवामे योगदान कएल अछि।

ओना तँ औपन्यासिक विचारानुसार एहि उपन्यासमे त्रुटि अछि। एकरा उपन्यास कहल जाए वा सामजिक निबंध ताहि परिप्रेक्ष्यमे विद्वान पाठके निर्णए कऽ सकैत छथि। मुदा हमरा तँ लेखकक एहि उपन्यासमे कालानुसार घटना आ पात्रक चित्रणमे ताल-मेलक अभाव भेटैत अछि जेना- एकओर अनुप वोनिहारक बेटा बौएलाल भूख-पियाससँ आकुल अछि इनारक पानि भरवामे डोरी डोलक प्रयोजन छैक तँ दोसर दिशि रमाकान्त आ हीरालालकेँ आधुनिक कालमे शराब चुस्कीक चर्चा होइत अछि तँ उपन्यासक विषए-वस्तु समए बद्ध नहि रहलासँ औपन्यासिक दोष लक्षित होइत अछि। स्वीकार करए पड़ैत अछि जे हिनक ई उपन्यास विषय-वस्तुकेँ ताहि रूपेँ समेटने अछि जेना सितुआमे समुद्र समाएल हो।

लेखक जगदीश प्रसाद मंडल जीक प्रयास आ आयास दुनू साराहनीय छन्हि। हम माँ मैथिलीसँ प्रार्थना करैत छी जे हिनकामे स्फूरना बनल रहन्हि जाहिसँ मैथिली साहित्यक सम्वर्ध्दन होइत रहए।

**पोथिक नाम- मौलाइल गाछक फूल**

**उपन्यासकार- जगदीश प्रसाद मंडल**

**प्रकाशन- श्रृति प्रकाशन, दिल्ली पोथी-प्राप्तिक स्थान-** Pallavi Distributors मोवाइल- ९५७२४५०४०५Ward no- 6, Nirmali (Supaul)

**मूल्य- २५० टाका**

१.राम प्रवेश मंडलक

लघुकथा-मूल-मंत्र २.  कुमार मनोज कंश्यप- फरीछ ३.-जगदीश प्रसाद मंडल-कथा- **अर्द्धांगिनी**

१

राम प्रवेश मंडलक

लघुकथा

मूल-मंत्र

तीन दिनसँ ऑफिसक चक्कर काटि रहल छी मुदा, एखनो धरि प्रमाण पत्र बनैक आशा नहि बुझना जाइत अछि। चाकरी निमित आवेदन करब समए बड़ कम अछि। ककरो पूछैत छी काज कोना होएत तँ कहैत अछि- ‘‘कखनो हाकिम नहि तँ कखनो किरानी नहि।’’ काज कोना होएत?

तखन बीरू भाय आबि पूछलक- ‘‘अहाँ किएक उदास भऽ बैसल छी?’’

बीरू भायकेँ अपन व्यथा कथा कहि सुनौलहुँ। हुनक गंजीपर लिखल रहए- ‘होएवाक चाही ई मूलमंत्र भ्रष्टाचारक हुअए अंत‘

बीरू भाय बाजल- ‘‘हँ! काज भए जाएत मुदा, चाह-पानक खचर लगत? हाकीम नहि अछि तँ कोनो बात नहि। अहाँक काज भऽ जाएत।’’

चाह-पानक खरच कतेक पाँच नहि दस टका आओर की सोचेत हम बजलहुँ- ‘‘काज करा दिअ। समए बड़ कम अछि।’’

बीरू भाय सभटा कागज लऽ कऽ ऑफिस जाइत बजलाह- ''चाह-पान कऽ किछु कालक वाद अहाँ आपस आवि प्रमाण पत्र लऽ जाउ।''

किछु खानक वाद पहुँचलहुँ। बीरू भाय प्रमाण पत्र दैत बाजल- ''लावह चाह पानक खर्चा?''

एकटा दस टकही सिक्का निकाली बीरू भाय दिशि बढ़ेलहुँ। बीरू भायकेँ क्रोध आसमान पड़ चढ़ि गेल ओ बाजल- ''एक सए चाहक, एक सए पानक दूइ सए टाका निकालह नहि तँ एहि कागजकेँ खण्ड-खण्ड कऽ फेंक देबह।''

कोनो उपाए नहि देखैत लाचार भऽ बीरू भायकेँ दुइ सए टाका दिअ पड़ल आ तखन हमरा समझमे आएल की होइत अछि एहि मूलमंत्रक मतलव!

२



कुमार मनोज कंश्यप

फरीछ

'परौलवाली ! किंछु हई घर मे पानि पीबई लै तऽ लाबौ ? भूखे -पियासे आहुर भऽ गेल म'न चौंहुँ अबै है । ' असोथकिंत गणेशी लाठी कांत मे रखैत थुस्स सँ ओसारा पर भुँईयें मे बैसि गेल आ कांन्ह पर सँ फाटल गमछा उतारि अपना मुँह पर हावा कंरय लागल ।

'कांल्हि जे मँगरौनीवाली के राहड़ि फटकिं-झाड़ि देले रहियै से वैह बदला मे खेसारी देले रहई । ओकंरे ऊसना रन्हलियै । आर कुछो कंहाँ हई घर मे । ' - डराईते-डराईते कंहने रहई परौलवाली । ओकंरा बुझल छलै जे गणेशी के खेसारीये के नाम सँ झड़की उठैत छई ; ताहु मे ऊसना ! गणेशी के चुप्प देखि कंने साहस बढ़लै - 'की कंरतई ? साँस तऽ कंहुना बचबई के हईये । ' गणेशी चुप्पे रहल । ओकंर साहस आओर बढ़लै - ' ई हाथ-मुँह धो आबऊ ईनरा पर सँ ; ताले हम ऊसना कांढ़ि दैत छियै । ' परौलवाली के बुझा गेल छलै जे गणेशी पेфर खालिये हाथ घर घुरि आयल छै ।

गणेशी मुड़ि गारने ऊसना सुड़कंने जा रहल छल । आई बड़ तृप्ति भेट रहल छलै ओकंरा ओहि खेसारी के ऊसना मे । यैह गणेशी छल जे अपन जुआनी मे कंहैत छलै - ' खेसारी सार बेमारीये के घर ! ई मनुक्ख के खाई ले थोड़े हई । ई घोड़ा-दाना हई । ' आई गणेशी थारी के कांन्ह मे लागल झोर के औंठा सँ कांछि-कांछि कंऽ ताधरि चटैत रहल जाधरि ओहि मे कौनो अवशेष बँचल रहलै । ओकंर एना कंऽ थारी चटनाई परौलवाली के नहिं नीकं लगलै - 'पेट नईं भरलै की ? हाँड़ी मे आर कंनी हई ; लऽ लौकं । '

'तों किं भुखले रहबैं ? पेट भरई के की ! ई तऽ अकंादारण हई । '

'जनी-जाति के कौन हई, एकं लोटा पानियो पी कंऽ टेम कांटि लेत । मरद के तऽ पूरा खोराकं चाही । '

'नईं-नईं भुख सबके बरोबरे होई हई --मरद होई की जनी-जाति । अन्न बेरबाद नईं होई, तैं चाटि लेलियै । पेट तऽ भरि गेल । ' - बामा हाथ सँ पेट के हँसोथति बलो सँ ढ़कंडैत बाजल गणेशी ।

गणेशी कंतबो कंहउ, परौलवाली के बुझा गेल छलै जे ओ अधपेटे रहि गेलै । जुआनि मौगति नीकं, अधपेटा भोजन नहिं नीकं । मुदा ओकंरा बुझल छैकं जे ओ कंतबो कंहतै , गणेशी सभटा खा लई ई कंहियो नहिं भेलैयै । परौलवाली के मोन पड़लै जे गणेशी शुरुहे सँ कंतेकं मानैत छलै ओकंरा । ओ जखन साँझ कंऽ बोनिहारी कंऽ कंऽ घुमै तऽ ओम्हर सँ रजबा दोकांन सँ किंछु ने किंछु ओकंरा लेल लेनहिं अबै फाँढ़ मे नुकां कंऽ - कंहियो कंचड़ी, कंहियो झिल्ली, कंहियो गुलगुल्ला तऽ कंहियो जिलेबी । ताड़ी पी कंऽ बेमत्त रहितो सभ सँ चोरा कंऽ अपने हाथे खुअबैत छलैकं ओकंरा । लाजे मुँह लाल भऽ गेलै परौलवाली के । झट सँ ओ आँचर सँ अपन मुँह झाँपि लेलकं । सिनेमा जकाँ ओकंरा आगू मे नाचऽ लगलै ओ बितलाहा दिन --- गणेशी ओकंरा कंहियो तामसे मे सही, दुरभाखा कंहने होई , से नहिं मोन छई । कंतेकं मानैत छई ओकंरा ? रंग-विरंगकं साया-साड़ी, टुकंली-चोटी आनि-आनि कंऽ दैत छलै । कंहै छोटकां के बहु हई तई सऽ की, पहीरना-ओढ़ना मे कौनो धनीकंहा के बहु सँ की कंम्म हई ? बुढ़िया सासु तऽ एक्के ताले नाचै जे ई मौगीयाा हमर बेटा के नून पढ़ा कंऽ खुआ देने आछ । कंहबो कौना ने कंरितै ? गणेशी सभ लाज-धाख उठा कंऽ हरदम परौलवाली-परौलवाली के रटनी जे लगेने रहैत छलै । कंनिके परौलवाली आँखिकं ओट भेल की बेचैन भऽ जाईत छलै ओ । कंतबो लोकं कंहैत रहलै जे एहन कंमासुत छैं दू-दू जऽन के कांज एकंसरे कंरैत छैं देह मे बुत्ता छौ निकंलि जो कंतहु देश-विदेशकंमा कंऽ बुर्ज कंऽ लेबैं । गामकं दू सेर बोनि मे आब की राखल छै ? मुदा गणेशी कंहिया अनकंर बात मानलकै जे आई मानितै । लगलै सभ दिन एहने दिन-दुनियाँ रहतै ।

से रहलै कंहाँ ? विपत्तिकं जखन पहाड़ खसैत छैकं तऽ केयो माथ पर हाथ देब' बला नहिं रहैत छैकं । कंहैलै तऽ भेलै पाँच टा धिया -पुता , मुदा जीलै कंहाँ एकौटा । बच्चा भेला के दसे दिन के बाद परौलवाली के छातिये सुखा जाई निमुह बच्चा पोसैतै कंथि पर ? से जहिना बच्चा होईत गेलै तहिना मुईलो गेलै । लोकंकं कंहला पर की की ने केलकैकंतेकं कंबुला-पाति केलकं, कंतेकं ओझा बजेलकं, कंतेकं भगता खेलबेलकं, कंतेकं डाली उठेलकंमुदा, ओहि सभ सँ किंछु नहिं भेलै?

बुढ़ारीकं संग समाँगो खसैत गेलैकं । उपर सँ दम्मा से परेशान कंरऽ लगलै । बातरस तऽ छलैहे । जखन देह मे सक्के नहिं रहलै तखन ज'न लेल के अढ़बितै ? कौनो चारा नहिं देखि लोकंकं खुसामद कंऽ कंऽ आधयो बोनि पर कांज कंरै लेल तैयार भेलै । मुदा तैयो केयो अढ़ेबा लेल तैयार नहिं भेलई । नरेगा मे कांज लेल मुखिया के पैर-दाढ़ि पकंडलकंई , मुदा केयो सुननाहर नहिं । साँझकं-साँझ बीतय लगलै । पैंचो-उधार की आब कंकंरो कौई दैत छै ? पेÚर ओ सधेतई कंतऽ सँ ? एक्को बीत खेतो नहिं छलैकं जे जैह किंछु फसिल भऽ जयतैकं प्रााण रक्षा लेल । जयकंता तऽ कंहैत छै जे गणेशीकं बाप घरारियो ओकंरा बापकं हाथे भरना राखि चुकंल छै । सबुत मे कांगतो देखबैत छै ओ ।

ओ तऽ परौलेवाली कंहुना कुटाउन-पिसाउन कंऽ कंऽ दुनू परानी के जान बचेने छै अखन धरि । अपना जुआनि के दिन मे तऽ गणेशी परौलवाली के पयरो ने कंकंरो देखऽ देने हेतई ; कांज कंरेबाकं तऽ बाते नहिं । समय जे ने कंराबय ! कुटाउनो-पिसाउनो की रोज भेटैत छै ? ताहु पर नीकं जकाँ ओकंरा आब सुझितो तऽ ने छई । गामे मे स्वूÚल पर शिविर मे परूकाँ साल देखेने रहै तऽ डाक्टर साहेब कंहने रहथिन - 'मोतियाबिंद है , ऑपरेशन कंरबाना पड़ेगा । ' ऑपरेशनो कौना कंराबओएकंटा समाँग तऽ चाही संग मेसे के भेटतै ओकंरा ? गणेशी बुते कौना पार लगतै ? ओ तऽ अपने असक्कं भेल आछ । 'निट्ठाह आन्हर भऽ जैब तऽ कंहियो जहर-माहुर खा कंऽ परान हति लेब । '- निराश भऽ गेल छल परौलवाली ।

गणेशी के केयो कंहलकंई - 'गरीबी रेखा मे नाम हेतौ तऽ सरकांर दिस सँ चाऊर-गहुँम आ रहलै लै घरो भेटि जेतौ । गाम-गाम मे लोकं के सरकांर पक्कां मोकांम बना कंऽ दऽ रहल छै , राशन-पानी दऽ रहल छै, बीरधा-पेलसुम (वृद्धावस्था पेंशन) दऽ रहल छै । तोरा सन निपुतर लोकं के सरकांरी मदति नहिं भेटतै तऽ कंकंरा भेटतै ? ' गणेशी के मिझायल आँखि मे पेÞर सँ जेना आशा के एकंटा किंरण जगलै । गामकं मुखिया-सरपंच के पैर-दाढ़ी पकंडैत-पकंडैत आ दौड़-बड़हा कंरैत-कंरैत तऽ आब कैकं मास बीति गेलै। आश बन्हने कंहुना कंऽ उठ-बैस कंरैत ब्लौकौ के कैकं चक्कंर लगेलकं । ब्लौके सँ घुमल छल आई जेठकं क़ंडक़ंडौआ रौदा मे़भुखे-पियासे बेहाल ।

उसना खा कंऽ कांरी भेल पचकंलहा टिनही लोटा सँ एकं लोटा पानि पीबि गेल मुदा त्रास लगले रहलै। कंतेकं पानि पीयतआब तऽ पेटे फाटि जेतै । एकंटा जोर के ढ़ेकांर लेलकं ओ आ तमाकुल चुनबैत देबाल सँ ओगठि कंऽ पैर पसारि कंऽ बैसि गेल । परौलवाली लऽग मे ठाढ़ भऽ कंऽ पढ़िया नुआँकं आँचर सँ भीजल हाथ पोछैत पुछलकै - 'आईयो कांज भेलै किं ओनाहिते घुरि आयल?'

'परौलवाली ! अपन गामकं गरीब लोकं मे भुबनबाबू, जग्गू पांड़े, सोभन जादो सन बड़कां-बड़कां कौठी-कौठा बला सभ के नाम एलै यै । सरकांरकं खाता मे तऽ अपना आऊर धनीकं छी । बड़कां-बड़कां धोईधे बला सब के सरकांरी सहायता लेबऽ दहीअपना आऊर भुखलो पेट छी तऽ अमीर छी ।' गर्व सँ सीना तानि लेने छल गणेशी ।

परौलवाली ठकुआयल ठाढ़े रहि गेल छल ।

****

३.



जगदीश प्रसाद मंडल 1947-

गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.।कथाकार (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटककार(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यासकार(मौलाइल गाछक फूल, जीवन संघर्ष, जीवन मरण, उत्थान-पतन, जिनगीक जीत- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भेँट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

कथा

## अर्द्धांगिनी

आने दिन जकाँ लालकाकी घर-आंगन बहाड़ि बाढ़निकेँ कलपर धोए पछवरिया ओसार लगा ठाढ़ केलनि। हाथ-पएर धोअल बुझि नजरि फूल तोड़ैपर गेलनि। ओना ऐहन नियमित लालकाकी छलीह जे जहिना खर लगा पेटीमे कपड़ा लगौने छथि तहिना दिन भरिक काजोक छन्हि। मुदा मन पाड़ैक जरूरत एहि लेल रहि जाइत छन्हि जे पढ़ुआ काका (पति) गाममे छथि आकि नहि? गाममे रहने किछु काज बढ़ि जाइत छन्हि आ नहि रहने कमि जाइ छनि। गामेमे रहने फूल तोड़ब बुझलनि। ओसारक खुट्टीसँ फुलडाली उताड़ि कल दिस बढ़लीह। कलक बगलेमे रंजनी गंधापर हाथ दइते छलीह कि नजरि अपराजित दिस बढ़लनि। मेल-पाँच करैक विचार सोचैत रजनीगंधासँ अपराजित दिस बढ़लीह। अपराजित तोड़ि चम्पापर हाथ बढ़ौलनि। आँखि पड़लनि फुलडालीक फूलपर। फुलडालीक फूल देखि विचारलनि जे पाँचटा बेलामे सँ निकालि लेब। चम्पासँ आगू बढ़ते छलीह कि नजरि पतिपर गेलनि। पतिपर नजरि पड़ितहि मन दुखाए लगलनि। ककरा नइ इच्छा होइ छै जे पतिक संग एयर कंडीशन गाड़ीमे बैसि सराफा बाजार जाए हीरा-मोतीसँ सजल सेनाक हाड़ गरदनिमे लटकवितहुँ। मुदा तेहेन भेलाह जे जखन सरकारी दरमाहा भेटए लगलनि आ कहलिएनि जे साइकिल कीनि लिअ। सुभितगर हएत तँ कहलनि जे चालीस-पैंइतालिसक भऽ गेलौं, हड्‌डी जुआ गेल जँ खसि-तसि पड़ब आ टूटत तँ केतबो पलस्तर करब तइओ ने जुटत। तइसँ नीक पएरे। कहलनि एक मानेमे नीक। मुदा तइओ ढोढ़क बीख जकाँ हड़हड़ा कऽ बीख नइ उतड़लनि। मन गेलनि दोसर दिस। सभटा किताब बरखामे भीजि-भीजि सड़ि गेलनि, जखन घर चुबै छलनि तखन जँ सड़िये गेलनि तँ अइमे अपन साध नइ। मुदा जखन घर बनौलनि तखन किअए ने फेड़ि कीनिलनि। जइ घरमे किताब नइ रहत ओ घर केहेन हेतइ। क्रोध कमलनि। क्रोध कमैक कारण भेलनि अपन काज मन पड़लनि। पाँच बजे भोरसँ ओछाइनपर जाइ काल धरि ककराले करै छी, परिवारे लए ने। फेड़ि तामस मुड़ि गेलनि कहैले आठ घंटा डयूटी करै छथि चारि घंटा बाटेमे लगै छनि, अधा काज जे सम्हारि कऽ नइ रखबनि तँ पारो ने लगतनि। एहेन पुरूखे की जे अपन जिनगी अपनो हाथमे रखि नै चलैत? फूलडाली रखितहि मनमे एलनि, एक विहीत काज भऽ गेल। चुल्हि लग बइसैमे अखनो बहुत बाकी अछि। हड़वड़ा कऽ घर-निप्पा उठा ओसारपर पूजा ठाँउ कए चुल्हि-चिनमार दिशि बढ़लीह। घर-निप्पा राखि अर्घा-सरायसँ लऽ कऽ थारी-लोटा लेने कलपर पहुँचली। कलपर सँ आबि लालकाकी घड़ी दिस देखलनि। अखन तक समए आ काजमे तल-वितल नहि देखि मनमे खुशी भेलनि। नजरि पतिपर गेलनि। कीड़ी आँखिमे पड़ने जहिना कड़ुआ जाइत तहिना मन कड़ुआ गेलनि। बुदबुदेलीह- ‘‘एकटा काजपर तवक्कल रहने घर आगू मुँहे ससरत?’’ फेरि मनमे एलनि आन दिन जकाँ जारन सुखाएल नहि अछि भानसमे देरी लागत, से नइ तँ पानि चढ़ा चुल्हि पजारि लइ छी। चुल्हि पजड़ल रहत तँ कनी देरियो लगने समएपर भऽ जाएत। बाड़ी पहुँच पतरका जरना सभ बीछि कऽ चुल्हि लग रखलनि। चुल्हि पजारि बरतन चढ़ा तरकारीक मुजेला आ कत्ता नेने चुल्हि लग आवि काटि-काटि थारीमे रखए लगलीह। साढ़े आठ बजे साँस छोड़लनि। आगिमे सेकल देहो हल्लुक बुझि पड़लनि। मनमे एलनि- एहिसँ बेसी सेवा की भऽ सकै छै। फेरि मन पतिपर गेलनि। उमकि कऽ मन कहलकनि- आरो जे हुअए मुदा भगवान जिद्दीयाह पुरूखक संग जोड़ा लगौलनि। हृदए विहुँसि गेलनि। ‘जइ मर्दकेँ आनि नै आ जइ बड़दकेँ पानि नै’ ओ अनेरे गाम धिनबै लए किअए जीबैए। मन पड़लनि दुरगमिनया पीढ़ी। जहिना बाबू सत्पुरनि खोधाएल कटहरक पीढ़ी देलनि आइ धरि ओहिपर बैसि भोजन करै छथि। थारी साठि लाल-काकी पंखा नेने छोटकी पीढ़ीपर बैसि बनौल विन्यासक सुआद बुझैक लेल पढ़ुआ काका दिशि देखए लगलीह। मगन भऽ पढ़ुआ काका भोजन करए लगलाह। शरीरांगक (देहांगक) सिरखार देखि लालकाकी सिकुड़ गेली। मुदा भोजन काल जे बजवे ने करताह हुनका कहलो की जाए। चुप्पे रहलीह।

कपड़ा पहीरि पढ़ुआ काका घरसँ निकलितहि रहथि कि आंगनमे पनबट्टी नेने पत्नीकेँ ठाढ़ देखलनि। पत्नीक काज देखि मन मानि गेलनि जे सिपाही जकाँ छथि। मनमे खुशी एलनि। पान खा आगू-आगू पढ़ुआ काका आ पाछु-पाछु लालकाकी आंगनसँ निकलि डेढ़ियासँ आगू सड़क धरि एली। सड़कपर आबि पढ़ुआ काका पत्नीकेँ पुछलखिन- ‘‘किछु कहवो अछि?’’

लालकाकी- ‘‘अपन तनदेही राखू।’’

दुनू गोटे दुनू दिशि विदा भेला। मुसकुराइत पद्धुआ काका एक डेग आगू बढ़ि पाछु घुरि कऽ देखि डेग तेज करैत आगू बढ़लाह। मुदा तनमे सुरसुरी लगलनि। भेलनि जे छीक्का हएत। मुदा वामा हाथसँ नाककेँ सहलबए लगलाह। मुदा सुरसुरियो अपन चालि छोड़ैले तैयार नहि। हाथ निच्चाँ करितहि धियान पत्नीक शब्द ‘तनदेही’पर गेलनि। पत्नीक मुँहसँ निकलल शब्द विशारद पास पद्धुआ काका फेरि घुरि पत्नी दिस तकलनि तँ देखलनि जे सड़कसँ आंगनक घुमौर भौकपर पहुँच गेल छलीह तँ पद्धुआ काकाक आँखिसँ अढ़ भऽ गेल छलीह। कोकिलक कंठसँ निकलल शब्दक तरंग पद्धुआ काकाकेँ ठेलने-ठेलने, तन आ देहीपर लऽ गेलनि। तन-देह। शरीर आ शरीरी। देह आ देही। मुदा एहेन चंदन जकाँ झलकैत शब्द हुनका एलनि कतएसँ। हम तँ कहियो अपन सीमाक अल्लंघन नहि केलहुँ। अपन ज्ञान घरक सीमासँ बाहर बँटलहुँ। हुनका अखन धरि किछु देलिएनि कहाँ। मुदा शब्द तँ शब्द जकाँ अछि। किअए ने बजनिहारियेसँ पूछि लिअनि। ओहो तँ आन नहि अर्द्धांगिनी। घरसँ बहार धरि बनैक लेल दुनू सहयोग तँ बराबरे अछि। एक सीमाक भीतर ओ एक सीमाक भीतर अपने। हम तँ कमा कऽ विनु गनले रूपैआ हाथमे दऽ दइ छिअनि। मुदा ओहि रूपैआकेँ नचबै तँ वएह छथि। पिताक देल पाँचो बीघा जमीनकेँ तँ सेहो वएह नचबै छथि। मुदा जते दुनू गोटेक भीतर झकैत छलाह तते हटल-हटल बुझि पड़नि। मन बौआ गेलनि जे पति-पत्नीक, पुरूष-नारी आ स्त्री-स्वामीक बीच केहन बंधन होएवाक चाही। मुदा विचारमे समझौता भऽ गेलनि। किअए ने दुनू गोटे विचारि कऽ परिवारकेँ ससारी। मनमे खुशी एलनि। गामक सीमो टपि गेलाह। विद्यालयाक मुरेड़ापर नजरि गेलनि। सबुर भेलनि जे पहुँच गेलौं। तीस-पैंइतीस सालक अभ्याससँ तँ थकान नहि बुझि पड़नि मुदा.......।

क्रमश:।

३. पद्य



३.१. कालीकांत झा "बुच"1934-2009-आगाँ



३.२.१. राजदेव मंडलक किछु कविता २.इन्द्रभूषण कुमार- सफलता हमर रानी



३.३.१. विवेकानंद झा-नॉर मे अछि बेस संभावना २.  मुन्नी वर्माक कविता

३.४.  -डॉ. बचेश्वर झा- दूटा कविता

३.५.१.चन्द्रशेखर कामति- दुनू परानी फूकि-फूकि पी २.  **कृष्ण कुमार राय 'किशन'**-कन्या भूरण हत्या पर एकटा विशेष- हमरो जीबऽ दिअ

३.६.१.  मृदुला प्रधान- **ओहि दिन.........** २.  मुन्नाजी- दूटा कविता

३.७.१.  धीरेन्द्र कुमार- **हमर गाम** २.  **राजेश मोहन झा-** चाहक महिमा ३.  सुबोध कुमार ठाकुर- **विडम्बना**

३.८.१.  ज्योति- कविता-**भ्रष्टाचार** २.  **नन्द विलास राय-** कविता-जनसंख्या ३.  शिव कुमार झा''टिल्लू''- पावस

श्री कालीकान्त झा "बुच"



कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई. मे भेलनि । पिता स्व. पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व. कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिं कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल । मैथिली पत्रिका- मिथिला मिहिर, माटि- पानि,भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि। साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डा. बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डा. विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि । मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल । श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि । डा. दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि |

**!! करूण गीत !!**

सुनि - सुनि कोकिलक करूण गीत,
कुसुमित कानन कें देखि रहल अछि,
आइ श्रवित लोचन समीत ।

अछि आवि गेल श्रृंगार सेज पर
ज्वलित मसानक रौद्र रूप
वर दंत दलक हासक विलास मे -
वनल विभत्सक अंधकूप
भ' गेल सुवर्णक शौर्य शिखर पर -
शांति सागरक सुलभ जीत ।।

हमरा भावक सुकुमार पाश मे
आयल प्रेमक रम्य फूल
कयलहुँ जहिना किछु आलिंगन
चुभि गेल अनेको वक्रशुल
उड़ि गेल गगन दुर्लभ सुगंध
झड़ि गेल धरा मकरंद पीत ।।

सौन्दर्यक भूमि मरूभूमि भेल,
रमणीय देवसरि सुखा गेलि
आयलि सुषमा इ छनक लेल
हमरो जीवन कें दुखा गेलि
संचित दुःखक रंजित सभटा,
प्रेमकमधु देखू भेल तीत ।।

कटि रहल किए ई कला इन्दु

घटि रहल किए जीवन प्रकाश,
रजनीक रूदन विगालित प्रभात
क' रहल किए अतिशय उदाश
भ' रहल ज्ञान जन्मक मकान
ब्नि रहत मसानक सात वीत ।।

.

१.राजदेव मंडलक किछु कविता २.**इन्द्रभूषण कुमार- सफलता हमर रानी**

राजदेव मंडलक किछु कविता-

**१ अढ़ाइ हाथक सांगि**

कतेक दुख भेल हेतै

बाबूकेँ ओहिदिन

भाइ हम जानि रहल छी

याद पाड़ैत तरे-तर कानि रहल छी

हमर बाबू छोड़ि काम

एहिठामसँ कनेक बाम

एकचारि तरमे रहै ठाढ़ ओहिदिन

जहिया हम दुनू भाँइ होइत रही भिन्न

दुखसँ भेल खिन्न।

बजल रही हम-

एगो बेटा तीत

आ एगो बेटा मीठ

चुप रहू अहाँ बाजि नहि सकैत छी

अपन गोटी भाँजि नहि सकैत छी

गप्पक खेती खूब करै छी

चुप्प रहू हरदम बीख बजैत छी

भेलो काजकेँ फेर गिजैत छी।

कहने रहथि बाबू-

हेओ बउआ नहि होअ भिन्न

नहि भेटतह पलखति राति और दिन

कपारपर लादल छह कइएक हजार श्रृण

फुटा कऽ बदला लेतह सभ गिन-गिन।

देने रही हम जवाब-

एतेक दिनसँ कि केलहुँ विकास

सभ चीज-वित्तकेँ केलहुँ नास

बेचि बिकैन खेलहुँ सभ चास-बास

देखैत छिऐ लाठीक हूर

कऽ देब अखने पेटमे भूर।

आइ हमरो दुनू बेटा भऽ रहल अछि भिन्न

बाँट-बखरा कऽ रहल गिन-गिन

हम कछमछाइत ठाढ़ छी ओहिना

बरिसों पूर्व हमर बाप करैत रहथि तहिना।

बेटा कहैत अछि-

शटअप

मंदिरमे जा कऽ करू जप

केहेन छी अहाँ गार्जियन

कि कएलहुँ उपार्जन

गप्प हँकैत खेलैत रहलहुँ ताश

सभटा पुश्तैनी सम्पतिकेँ कएलहुँ विनास।

ओना आब बजै छी कम

तइओ नोर पोछैत बजलहुँ हम-

कतेकसँ दुसमनी कतेकसँ मेल

कइएक बेर खेललहुँ हुड़दंग खेल

आगू बढ़बाक लेल कतेक कएलहुँ प्रयास

तइओ रहि गेलहुँ पाछू

आगाँ पड़ाइत रहल विकास

हओ बउआ कतेक हमरापर बान्हैत छह झाँगि

सभपर छै अढ़ाइ हाथ साँगि।

**२ कानैत अधिकार-**

अनुशासनक सीमापर

कतेक कालसँ

बैधानिक अधिकार

रहल अछि कानि

झाँपि रहल अछि

सबकुछ जानि

स्वर दबल सन

देने अछि मानि

भीतरसँ विरोधक

चिनगी निकलि रहल

फानि फानि।

**३ आबद्ध**

हमर शरीर

बान्हल अछि कड़ीसँ

कनेको हिलबैत देरी

झन-झना उठैत अछि

ओहि शब्दसँ

मन सिहरि उठैत अछि

केहेन नचार भेल छी-हम

टुकुर-टुकुर तकैत

देखि सकै छी मात्र एकटा सपना

स्वतंत्रताकेँ

कतेक अन्तर अछि

कल्पना आ यथार्थमे

लगा रहल छी

जोरपर जोर-तोड़बाक

नहा गेल छी-घामसँ

नि:सृत केहेन विचित्र गन्ध

निसाँस लेबामे बुझि पड़ैत अछि

कठिनाह

वस्त्र भऽ गेल अछि

गोंत भिज्जू जकाँ

असोथकित भऽ

सोचि रहल छी

निर्माणकर्ता एहि कड़ीकेँ

छी हम स्वयं

तइओ छी असमर्थ-तोड़बामे

बौआ रहल अछि-मन

स्मरणक गहन वनमे

सतत् सचेष्ट भऽ

ताकि रहल छी

कड़ीक कमजोर भागकेँ।

**४ हम पुन: उठब एकबेर**

हम पड़ल छी

मृत्यु शय्यापर

चिर रोगाह

छूत व्याधिसँ ग्रसित

मैल वस्त्र फाटल, सड़ल

नीच कुलक

चिर उपेक्षित

देखैत छी जे धर्मराजक आज्ञासँ

आबि रहल अछि

यम हमरे दिश

हमर प्राण निकलिकेँ

ठाढ़ अछि कातमे

थर-थर काँपैत

हम बनि गेलहुँ लहाश

किन्तु यम सब ठमकि गेलाह

हुनका मुखमण्डलपर

घृणा मिश्रित भय छनि

डर किएक से नहि जानि

नाक मुँह सिकोड़ैत

ओ घुरि गेलाह

आ चुपचाप ई खेला

देखि रहल अछि

हमर प्राण

निरूपाय भ' पुन: ओ ढुकि गेलाह

हमरा शरीरमे

आ हम टन-टना क' ठाढ़ भ' गेलहुँ

आब पड़ेबाक प्रयत्न

क' रहल अछि सब हमरा डरे

घृणाकेँ पछाड़ि देलक भय

काँपि रहल छथि

थर-थर डरसँ धर्मराज

बिदा भेल छी आब हम

हुनके सिंहासनकेँ

ओंघरेबाक हेतु

किन्तु कमजोरी सन

बुझि पड़ैत अछि हमरो

तेँ किछु काल ठाढ़ भेल छी

शक्ति संचय करबाक हेतु।

**५ दरपनक स्थिति**

जर्जर खूँटी

आइ टूटि गेल

ओहिपर लटकल शीशा

धाँहि द' खसि पड़ल

भ' गेल छहोछित्त

चित्रित दीवार मध्य

कतेक घमण्डसँ छल स्थित

जाहिमे देखि आननकेँ

अपनाकेँ धन्य बुझैत छल-रूपधनी

से भ' गेल आब उपेक्षित

पाएर बचा क' चल' पड़त ओहिठाम

किन्तु एकरा प्रत्येक खण्डमे

बनि रहल प्रतिबिम्ब

कोनहुँमे मात्र आँखि

कोनहुमे मात्र कपार

विचित्र वीभत्स

ओ कहियो नहि सोचने छल-

एहन अवसान होएत हमर।

**६ मिलन बाध**

नील गगनमे भेल मगन

उड़ैत पाँखि संगहि आँखि

जोड़िक सँग नव उमंग

मिलन हेतु आकुल

जेना पियाससँ भेल व्याकुल

अछि पूर्ण आस मिटत संचित पियास

करैत बात उतरल साथ

बनल घर पल्ल्व तर

तरूक डारिपर

दूइ हृदय मिलत नव फूल खिलत

किन्तु व्याधाकँ कनहा आँखि

रहल अछि ताकि

क्षुधाक पहिरिने खोल

नाचैत नेत्र गोल-गोल

भ' रहल तैयार-प्रपंची हथियार

आर चलाएत तेज तीर

देत देहमे पीर

तइसँ ओ नहि डरत

परेम कहियो नहि मरत।

२

**इन्द्रभूषण कुमार**

**सफलता हमर रानी**

हम छी मेहनतक राजा,
होएत सफलता हमर रानी।

कोना होएत, किऐक होएत, होएत कखन,
पैघ नहि, अछि बेस छोट ई कहानी।

पहिलुक बेर जखन सुनलौं हम,
किनको लैत नाम एकर,
ऐना बुझि परल जेना यएह अछि हमर स्वपनक रानी।

भऽक बेचैन चललौं जौहबाक लेल हुनका,
पर भैटल नहि कतहु हुनकर निशानी।

सोचैत रही एमहरे कतौ अगल-बगल होएत,
देब आवाज, बुझिक हमरा अपन दीवाना,
आइब जाएत हमरा बाँहिमे हमर दीवानी।

मुदा जखन वो भेटल नै कतहुँ,
गेल हमर उत्साह ओहिना,
जेना गायब रहैत अछि मरूभुमि सँ पानी।

जँ रहए लगलौं उदास तँ,
देख कऽ हमर उदासी,
बड़-बुजूर्ग सभ बुझौलक,
एतबे टा गपपर अहाँ छी उदास,
हमरा सभकें होएत अछि हैरानी।

अहाँ केवल चाहलौं हुनका,
हुनकर चाहतक नहि सोचलौं,
हौऽ वो हुर तं अछि परिश्रमक दीवानी।

आब की अहाँसँ छुपाउँ,
किएक नहि एक-एकटा गप बताउँ,
लगलौं करए हम मेहनत जाहि दिनसँ,
आबए लगल नजर वो ताहि दिनसँ,
बाँहिमे नहि अबैत अछि,
मुदा रहैत अछि अगल-बगल,
बढ़ाक उत्साह हमर कहैत अछि हमरासँ,
करैत रहू प्रयास।

जइ दिन अहाँक परिश्रम होएत,

अहाँक चाहत ओहन,
दौड़क लगब अहाँक अंक,
भऽ अहाँक दीवानी।

हम छी मेहनतक राजा,
होएत सफलता हमर रानी।

१.**विवेकानंद झा- नौर मे अछि बेस संभावना २.**

**मुन्नी वर्माक कविता**

**बेटी**

१

**विवेकानंद झा**

**नौर मे अछि बेस संभावना**

ओ हमर जीवनक ठिठकल वर्ष सब छल
जखन समय मुदा कैलेंडरे टा मे बदलैत रहै

बिना उपद्रव बिना हॉ-हल्ला
आ कही कि
कम-सँ-कम हमरा एकर सूचना नहि छल
मुदा एहनॊ नहि रहै जे नेना-भुटका सब
पैघ नहि हॊइत छल
जै केओ आबि गेल छल ओ विकसितॊ हॊइते रहै
चाहे दिशा जे रहल हॊ ओकर
आ चलू ईहॊ मानि लैत छी
कि जे नहि आयल रहथि
हुनका मे आबि जयबाक छटपटाहटि हेतैह्न
फेर एहनॊ नहि छल जे
बेटाक बेरॊजगारी पर
पिता लॊकनि क्रॊध वा खौंझ नहि देखेबाक मॊन बनेने छलथि
राग-विराग ओहिना पूर्ववत चलैत छल
बिना उपद्रव बिना हॊ-हल्ला
नॊर चुपचाप ढबढबा अबैत रहै आँखि सँऽ
हर एकांत क्षण सँऽ गठजॊर करबा लय आतुर

आ ई हमर जीवनक कलकल बहैत वर्ष अछि
आ हमरा चाहला सँऽ की हॊइत छैक वा ककरॊ चाहला सँऽ
समय वा नदीक प्रवाह तऽ नहि थमैत छैक
मुदा चाहना तऽ रहैत अछि जे
एना धड़-धड़ा कऽ जुनि बितौ ई समय
मुदा सुखद क्षणक तीव्र प्रवाह मे
कैलेंडरे फर्र-फर्र उड़ि रहल अछि
आ कही कि
हमरा पहिने नहि बूझल छल
जे ककरॊ जन्मदिन एकहि साल मे कएक बेर आबि जाइत छैक
कम-सँ-कम हमरा तऽ एहिना बुझना जाइत अछि
हम मृत्यु दिश गत्वरता सँऽ धकिओल जा रहल छी
कखनॊ काल एहन लगैत अछि
जखन खूब आसमर्द उठल रहैत छैक कतहु
जेना मेट्रॊ रेल मे ऑफिस सँऽ घर घुमैत काल
मुदा आश्चर्य ! नेना-भुटका सब पहिनहि सन
शनैःशनैः पैघ भऽ रहल अछि
हाँ, बेटिक मादे हम ई नहि कहि पायब
काल्हि भॊर जखन ओ स्कूल जाइत छल
तऽ रहरहाँ गुलजार जीक एकटा पांति
आँखिक नॊर बनि कऽ उतरि गेल
- 'बाजरे के सिक्कॊं जैसे बेटी हॊ जवां'

फेर एम्हर जे केओ आबि गेल छै
से विकसित भऽ नहि रहल छै
कएल जा रहल छै
तैँ सबहिक दिशा एकहि छैक
सब बजार लेल आ बजार दिश धकिऔल जा रहल छथि
आ ईहो सत्य कि जे नहि आयल छथि
हुनका मे आबि जयबाक छटपटाहटि सँऽ बेसी
डॉक्टर कँ माइक गर्भ परीक्षण करबाक वा
ओकरा चीर देबाक धड़फड़ी छैन्हि
सुयोग समय मे बच्चा जनबाक कामना मे
जननी सेहो कैक बेर सहमतिए मे रहैत छथि
बेटाक कुपात्र होयबाक भय माता सब मे बढ़ल अछि
फेर एहनो नहि जे
बेटाक बेरोजगारी पर
पिता लोकनि क्रोध वा खौंझ नहि देखेबाक मोन बनेनै छथि
आब हुनका मे पहिने सन सामर्थ नहि छोड़लह्नि बेटा सब
राग-विराग ओहिना चलि रहल छै पूर्ववत
हाँ आब विज्ञापन सेहो जरूरी भऽ गेल छै
तैँ हँसी आ नोर समय देख के निकालब
लोक सीखि रहल छथि
तेजी सँऽ बदलि रहल छै समय
मुदा एखनो
चुपचाप ढबढबा अबैत अछि आँखि सँऽ नोर
प्रत्येक एकांत क्षण से गठजोर करबा लय आतुर
एक गोट बेस संभावना बनि कऽ !

२



**मुन्नी वर्माक कविता**

**बेटी**

जनम भेल तँ कहलक दाइ

भेल दू हाथ धरती तर

कोइ नहि सोचलक हमहुँ जान छी

कहलक दही नून तरे-तर।

बावू कपार पीटलनि

माय भेल बेहोश

जँ हम जनितौं तँ

नहि अबितौं एहि लोक

आँखि अखन खुलल नहि

कान अखन सुनलक नहि

आ बना देलक हमरा आन

कहलक कोनो अट्ठारह बरख रखबिहि एकर मान

ने केकरो किछु लेलौं हम

ने केकरो किछु देलौं हम

जे माय हमरा जनम देलक

ओकरो मुँह नहि देखि पबलौं हम

अजब दुनियाँ अछि ई

अछि गजबक लोक

किएक करैत अछि एना

किएक भेजैत अछि बेटीकेँ परलोक

अबैत एहि धरतीपर

इजोतसँ पहिल भेल अन्हार

हमहुँ डुबि गेलौं

आ डुबि गेल संसार

समाज बनल हत्यारा

बाप बनल जल्लाद

बसैसँ पहिने उजारि देलनि

बेटीक संसार।



**डॉ. बचेश्वर झा,** जन्म- १५ मार्च १९४७ई

एम.ए.-पी.एच.डी.

पूर्व प्रधानाचार्य,

निर्मली महाविद्यालय निर्मली।

**डॉ. बचेश्वर झाक दूटा कविता-**

**1 भैंट**

की कहू केहन लोकसँ भेल भैंट,

उम्र सियानी मधुरी वाणी,

तिनकर थिक ई किरदानी,

लारि चुगली काटि रहल छथि,

सबहक घेंट

की कहू केहन लोकसँ भेल भेंट।

कार्य कलापसँ पकिया नारद,

अपन हित छन्हि अनका मारब,

उजर केश, दया-धर्मक नहि लेश,

छथि कंजूश व्यवहारमे ठेंढ़ाश

की कहू केहन लोकसँ भेल भेंट।

विद्या बल नहि प्रखड़,

तरक भरकमे छथि अग्रसर

रंग विरंगी परिधान वान भए

रखने छथि ई समएक टेक

पीवि उम्रकेँ बनल युवक छथि,

गामक पीपरहुँसँ जेठ

की कहू केहन लोकसँ भेल भैंट।

अपन प्रशंसा अपने करबामे

नहि छथि ककरोसँ झूस

आदर पएवा लए बजैत सदिखन सूच्चा झूठ

की कहू केहन लोकसँ भेल भैंट।

भगवान ने करथि एहन लोकसँ हो पुन: भैंट।

2 भावान्जली

चिर प्रतीक्षित मैथिलक छल सतत् मांग,

जकरा हेतु कतेको गमओलक जान।

राजनेता सभ मिथिलाक नहि देलनि धियान,

माय मैथिलीक ऑचल सतत् रहल म्लान।

निज मातृभाषाक सभ तरहेँ भेल अपमान,

तथापि मैथिलीक स्तित्वक नहि भेल अवसान।

धन्य! धन्य! वाजपेयी जे मैथिलीक कएल सम्मान,

आइ मैथिली पओलक अष्टम् सूचीमे स्थान।

समए तुलाइल अछि सभ मिलि करू मैथिलीक उत्थान,

कवि, लेखक ओ साहित्यकार वन्धु करू योगदान

कोटि मैथिल निज मातृभाषाक बढ़ाउ सान!

सबहक जिह्वापर बसथि मैथिली ई हो अरमान,

पूब-पछिम बँटल मिथिलाक जोड़ल नीतिश देल अवदान,

तँ विकास पुरूष कहबैत ओ छथि महान्

हुनक अमर कीर्ति सतत् रहए दुनू एहिठाम

पुलकित कहल धरा धाम जय मिथिला!

जय मैथिल! स्वीकार करी

बचेश्वरक सत्-सत् प्रणाम।

